मिथिलाक पूर्वी क्षेत्र पूर्णियाँ पर कैक पुस्त सँ अधिकार जमा लेने छलाह। गुप्त साम्राज्यक पतनक बाद मिथिलाक इतिहास अंधकारमय भजाइत अछि आर कोनो संगठित एवं नियोजित इतिहासक संकेत कतहु सँ नहि भेटइत अछि। चारूकात जे राज्य विस्तारक संघर्ष चलि रहल छल ताहि मे मिथिला एकटा प्रमुख शिकार छल आर विभिन्न महत्वाकाँक्षी राजा लोकनि शिकारीक काज करैत छलाह।

हर्षवर्द्धनक अम्ल मे मिथिला हुनक साम्राज्यक अंश छल अहि मे कोनो सन्देह नहि। हर्षक समय धरि अबैत अबैत राजनीतिक क्षेत्र मे पाटलिपुत्रक स्थान कन्नौज ल लेने छल आर पाटलिपुत्रक महिमा घटि चुकल छल। हर्षक राजधानी छल कन्नौज जकरा महोदय श्री सेहो कहल जाइत छलैक आर जकर महिमाक विवरण चीनी यात्री हियुएन संग प्रस्तुत कएने छथि। हर्षक पूर्व शशाँक मिथिला पर शासन केने होथि से संभव कारण ताहिदिन मे शंशाक पश्चिम मे अपन आधिपत्य बढ़ेबाक हेतु सब तरहे प्रयत्नशील छलाह। प्रभाकर वर्द्धनक पुत्र राज्यवर्द्धनक हत्या बंगालक शशाँकक हाथे भेल छलैन्ह।

शासक भेला उत्तर हर्ष अपन राज्यवर्द्धनक मृत्युक बदला लेबाक हेतु कटिबद्ध छलाह आर ओहि उद्देश्य सँ प्रेरित भए वो अपन सैनिक अभियानक श्री गणेश केलन्हि। शशाँक पराजित भेलाह आर अपना सन मुँह बना कँ अपन पराजयक घूंट पीवैत रहलाह। हर्ष लगातार ६ वर्ष धरि अपन अभियान जारी रखलन्हि आर उत्तर भारतक विशिष्ट भाग पर अपन अधिकार जमौलन्हि। चीनी यात्रीक अनुसार वो '**पाँचो भारत**'(जाहि मे मिथिला सेहो सम्मिलित छल) जीतिकए उत्तर भारत मे स्थायित्व अनलन्हि '**पाँचो भारत**' भेल स्वराष्ट्र (पंजाब), कान्यकुंज , मिथिला, गौड़, तथा उत्कल। ६४१ ई. मे वो मगध पर सेहो अपन आधिपत्य कायम केलन्हि आर भारतक चारूकात राजा कँ सैतलन्हि। गुप्त साम्राज्य भेला पर जे एकटा अनिशितताक स्थिति उत्पन्न भगेल छल तकरा हर्ष समाप्त केलन्हि आर समस्त उत्तर भारत पर एकटा स्थायी शासनक रूपरेखा प्रस्तुत केलन्हि। वो समस्त भारत कँ पुनः एकछत्र शासनक अधीन करए चाहैत छलाह आर हुनक दुश्मन पुलकेशिन द्वितीय हुनका "**सकलोतरापथस्वामी**" कहने छथिन्ह। हर्षक शासन तँ बहुत दिन धरि नहि रहल तथापि हर्षक महत्व अहि लेल अछि जे हर्ष अपना समय मे एकटा स्थायित्वक रूपरेखा प्रस्तुत कएने छलाह जे हुनका परोक्ष भेला पर समाप्त भगेल। हर्षक समय मे भारत मे सामंतवादक पूर्ण विकास भगेल छल आर हर्षक शासन प्रणाली पर सेहो एकर प्रभाव देखबा मे अवइयै। हियुएन संग सेहो अहि बातक साक्षी छथि। हर्ष स्वयं घुमि घुमि कँ अपन शासनक निरीक्षण करैत छलाह आर जागीरक रूप मे अपन कर्मचारी आर सैनिक कँ वेतन दैत छलाह। शासन संगठन मे वो मौर्य आर गुप्त सँ प्रभावित छलाह आर हुनक साम्राज्य प्रांत, भुक्ति आर विषय मे विभाजित छल। तीरभुक्ति शासनक एकटा प्रधान केन्द्र छल आर हर्षक समय मे ओहिठाम अर्जुन अथवा**अरूणाश्व** नामक एक महत्वाकाँक्षी व्यक्ति राज्यपाल छलाह। हर्षक देहावसान भेला पर पुनः राज्य मे अराजकता पसरि गेल आर महत्वाकाँक्षी अर्जुन ओहि सँ लाभ उठाके राज्य कँ हड़पि लेलन्हि आर स्वयं शासक बनि के बैसि गेलाह। एकर अर्थ ई होइछ जे हर्षक समय मे तीरभुक्ति एक महत्वपूर्ण प्रांत छल आर अहिठामक राज्यपालक शक्ति आन राज्यक अपेक्षा विशेष छलैक। अर्जुन (अरूणाश्व) महात्वाकाँक्षी होइतो योग्य सैनिक एवं संगठन कर्म सेहो रहल होएत आर परिस्थिति अनुकूल भेला उत्तर ओहि सँ लाभ उठौने होएत।

हर्ष अपन मृत्युक पूर्वहिं चीनक सम्राटक ओतए एकटा शिष्टमण्डल (दूत मण्डल) पठौने छलाह आर ओकरे उत्तर मे चीनक सम्राट सेहो एकटा दूतमण्डल हर्षवर्द्धनक दरबार पठौने छलाह आर ओहि दूतमण्डलक नेता छलाह वाँग हियुएन सी। वाँगक नेतृत्व मे जखन चीनी दूतमण्डल भारत पहुँचल तखन हर्षक मृत्यु भ चुकल छल आर अरूणाश्व समस्त राज्य कें हड़पि कें शासक बनि चुकल छलाह। ओहि दूतमण्डलक संग हुनक व्यवहार तँ अशोभनीय भेवे केलन्हि आर संगहि वो दूतमण्डल कें बेइज्जत सेहो केलन्हि। वाँग भागि कें नेपाल चलि गेलाह आर ओतए सँ तिब्बत सेहो। तिब्बत मे ताहि दिन मे शासक छलाह प्रसिद्ध श्रोंग सान गंपो। श्रोंग वाँग कें १२०० चुनल तिब्बती सैनिक देलथिन्ह आर नेपाल सँ सेहो हुनका ७००० सेना भेटलन्हि। तिब्बती नेपाली सहयोग सँ वाँग अरूणाश्व कें पराजित कए उत्तरी बिहार अथवा तिरहुत पर अपन प्रभाव जमौलन्हि। अर्जुनक विद्रोह कें दबाओल गेल आर वो भागबाक प्रयास केलन्हि मुदा हुनका गिरफ्तार क लेल गेल आर चीनक सम्राटक ओतए बंदीक रूप मे उपस्थित कैल गेल। कहल जाइत अछि जे वाँगक अहि प्रायास मे कामरूपक भास्करवर्मन सेहो सहायक भेल छलथिन्ह।

ई घटना तँ ओना देखला सँ सामान्य बुझि पड़इयै परञ्च ऐतिहासिक दृष्टिकोण सँ ई एकटा महत्वपूर्ण घटना मानल गेल अछि जकर संक्षिप्त विवेचन आवश्यक बुझना जाइत अछि। अर्जुन आर अरूणाश्वक सम्बन्ध मे पूर्ण जानकारी नहि अछि परञ्च वो तीरभुक्तिक राज्यपाल छलाह से निश्चित अछि आर हर्षक परोक्ष भेला पर ओहि साम्राज्यक अधिकारी सेहो भगेला। वाँगक संग अहि प्रकारक व्यवहार वो कियैक केलन्हि से बुझवा मे नहि अवइयै। वाँग स्वयं सब मिला के चारि वेर कूटनितिक काजक प्रसंग भारत आएल छलाह आर भारत विवरणक सम्बन्ध मे हुनक एकटा पोथी सेहो उपलब्ध अछि। पोथीक मूल तँ लुप्त भगेल अछि मुदा ओकर अंश कें संकलित कए ताओचेन नामक एक व्यक्ति ओकरा सुरक्षित रखने छथि। ताँग वंशक इतिहास मे भारत पर वाँगक आक्रमणक विवरण भेटइयै जाहि मे ई कहल गेल अछि जे वाँगक दूतमण्डल पहुँचबाक किछुऐ पूर्व शिलादित्य (हर्ष) मरि चुकल छलाह आर समस्त देश मे अराजकता पसरल छल। **नाफुती** (तीरभुक्ति)क अरूणाश्व **(ओलानाशुएन)** राजगद्दी हड़पि चुकल छलाह। वाँगक दूतमण्डल कें भगेबाक प्रयास मे वो लागल छलाह। दूतमण्डलक संग मात्र ३० टा घोड़सवार छल। वाँग कोहुना भागि कें बचलाह।

(क्रमशः)

जगदीश मंडल

जगदीश प्रसाद मंडल (1947- )

गाम-बेरमा, तमुरिया, जिला-मधुबनी। एम.ए.।कथाकार (गामक जिनगी-कथा संग्रह), नाटककार(मिथिलाक बेटी-नाटक), उपन्यासकार(उत्थान-पतन- उपन्यास)। मार्क्सवादक गहन अध्ययन। मुदा सीलिंगसँ बचबाक लेल कम्युनिस्ट आन्दोलनमे गेनिहार लोक सभसँ भैंट भेने मोहभंग। हिनकर कथामे गामक लोकक जिजीविषाक वर्णन आ नव दृष्टिकोण दृष्टिगोचर होइत अछि।

कथा

बोनिहारिन

छोट-छीन गाम छतौनी। तीनिये जाइतिक लोक गाममे। साइये घरक बसतियो। छेहा बोनिहारक गाम। ओना पास-परोसक गामक लोक छतौनीकेँ प्रतिष्ठित गाम नहि बुझैत। किऐक तँ ओहि गाम सभहक लोकक विचारे प्रतिष्ठित गाम ओ होइत, जहिमे छत्तीसो जाइतिक लोक बसैत। जहिसँ समाजक सभ तरहक जरुरतक पूर्ति गामेमे होइत। मुदा से छतौनीमे नहि। तँ, छतौनी जमाबंदी गाम भऽ सकैत अछि, प्रतिष्ठित नहि। मुदा एहि विचारकेँ छतौनीक लोक मानए ले तइयारे नहि। छतौनीक लोकक कहब जे जहियासँ हमर गाम बनल, तहियासँ ने कहियो अपनामे झगड़ा-झंझट भेलि आ ने माइर-पीटि। जहिसँ ने कहियो कियो कोट-कचहरी देखलक आ ने थाना-बहाना। ततबे नहि, तीनि जाइतिक लोक रहितहुँ सभ मिलि एकठाम वैसि खेबो-पीबो करै छी आ तीनि जाइतिक तीनू देवस्थानोमे पूजो-पाठ आ परसादियो खाइ छी। सभ जाइतिक लोक संगे-संग कमेबो करै छी आ एक-दोसराकेँ, मौका-मुसीबत पड़लापर, संगो पूरै छी। आन-आन गामवला हमरा गामकेँ अहि दुआरे गाम नै मानै अए जे ओ सभ बहरवैया छी, आ हमरा सभहक पूर्वज अदौसँ रहल अछि।

छतौनीक वासी, सभ दिनसँ, बोनिहारे नहि रहल अछि। पहिने ओकरो सभकेँ अपन-अपन खेत-पथार छलै। खेत-पथार गेलइ कोना? एहि संबंधमे छतौनीक बूढ़-पुरान लोकक कहब छनि जे हमरा सभहक पूर्बज, रौदीक चलैत, खेतक बाकी (मालगुजारी) राज दरभंगाकेँ समयपर नहि दऽ सकलनि, तेहिसँ ओ सभ जमीन निलामकेँ अबधिया,छपरिया हाथे बेचि लेलक। हमरा सभहक मलिकाना हक जमीनक खतम भऽ गेल। ओ अबधियो आ छपरियो राजमे नोकरी करैत छल, जे एहि इलाकामे आबि जमीनो हथिया लेलक आ मुखियो सरपंच बनिमेनजनी करैत अछि। मुदा एकटा चलाकी ओ सभ जरुर केलक जे जेना अंग्रेज आबि सत्ता हथिऔलक तेना चलि नहि गेल, बलकि मुगल जेकाँ बसि गेल।

जहियासँ देश अजाद भेलि आ सत्ता ले भोट-भाँट शुरु भेल, तहियासँ ने एक्कोटा नेता (कोनो पार्टीक) भोट मंगै ले एहि गाम आएल आ ने एक्को बेरि गैँआ भोट खसोलक। किऐक तँ आइ धरि एहि गाममे भोटक बूथ बनबे ने कऽल। तँ, नेतो किअए आउत? गाममे ने चरिपहिया गाड़ी चलैक रास्ता छै आ ने सार्वजनिक जगह (स्कूल, अस्पताल)। जहिठाम भाषण-भुषण हैत। जहि गाममे छतौनीक बूथ बनैत ओहि गामक लोक सभ छतौनियोक भोट खसा लइत। छतौनीक लोकक जिनगियो छोट। ने पढ़ै-लिखैक झंझट, ने

चोर-चहारक झंझट, ने रोग-व्याधिक झंझट। किऐक तँ गामक सभ वुझैत जे जेकरा कपारमे विद्या लिखल रहत, ओ डूबियो-मरिकँ पढ़िये लेत। चोर-चहार ऐवे कथी ले करत। रोग-वियाधिक लेल पूजो-पाठ आ झाड़ो-फूक अछिये। तहूसँ पैघ बात जे जे एहि धरतीपर रहै ले आएल अछि ओ जीवे करत। पाइन, पाथर, ठनका ओकर की बिगाड़ि लेतइ। आ जे नञि रहैबला अछि ओकरा फूलोक गाछपर साँप काटि लेतइ आ मरि जायत। तँ, की, छतौनीबलाकँ भगवानपर बिसवास नै छै? जरुर छै। जँ से नञि रहितै ते देवस्थानमे, सालमे एक बेरि, एत्ते धुमधामसँ पूजा किअए करै अए? उपास किअए करै अए? दसनमो स्थान (देवस्थान) आ अपनो-अपनो घरमे गोसाउनिक पीड़ी किअए बनौने अछि? साले-साल कामौर लऽ कऽ बैजनाथ किअए जाइ अए?

सभ अभाव रहितहुँ छतौनीक लोक हँसी-खुशीसँ जीवन बितबैत अछि। अगर जँ कियो गाममे मरैत वा साँप-ताप कटैत वा आइग-छाइ लगैत तँ सभ कियो दासो-दास भऽ लगि जाइत। पचास वर्खक मरनी सेहो तेहिमेसँ एक। जे अपना आखिसँ अपन पति, बेटा आ पुतोहूकँ गाछक तरमे खून बोकरिकँ मरैत देखने। आइ वेचारी पाँच बर्खक पोता आ आठ बर्खक पोतीक बीच आशाक संग जीवि रहल अछि। कारी झामर एक हड्डा देह, ताड़-खजुरपर बनाओल चिड़ैक खोंता जेकाँ केश, आंगुर भरि-भरिक पीअर दाँत, फुटल धैलीक कनखा जेकाँ नाक, गाइयक आखि जेकाँ बड़का-बड़का आखि, साइयो चेफड़ी लागल साड़ी, दुरंगमनिया आंगी फटलाक बाद कहियो देहमे आंगीक नसीब नहि भेलि, बिना साया-डेढ़ियाक साड़ी पहिरने, अइह छी मरनी।

चारि साल पहिने सुबध, मनोहर आ तौनकी धान रोपए बाध गेल।

जाधरि तौनकीकँ दोसर सन्तान नहि भेलि ताधरि मरनिये पति सुबध आ बेटा मनोहरक संग काज करै जाइति। धन रोपनी, धनकटनी, कमठाउन, रब्बी-राइ उखारै-काटै संगे जाइत। पुतोहू (तौनकी) अंगनाक काज सम्हारैत। मुदा जखन दूटा पोता-पोती भेलइ तहियासँ मरनी अंगनाक काज सम्हारै लागलि। अंगनोमे कम काज नहि। भानस-भात करब, पोता-पोती खेलाएव, खूँटा परक बाछीक सेवा करब। आने परिवार जेकाँ मरनियोक परिवार भरल-पूरल।

तीनि-तीनि जोड़ा (दस आँटीक जोड़ा) बीआ उखाड़ि सुबध आ मनोहर पटैपर टंगलक आ राड़ीक जुन्ना बना तौनकी बीआक बोझ बान्हि माथपर लऽ कदवा खेत पहुँचल। कदबा एक दिन पहिने गिरहत करा देने। तँ तीनू गोटेक मनमे खुशी होइत जे सबेर-सकाल रोपिकँ चलि जायव। आन दिन, कदवे दुआरे, अबेर भऽ जाइ छलै। मने-मन सुबध सोचैत जे बेरु परह अपनो जे कट्ठा भरिक खेत अछि ओहो सभ तूर मिलि कऽ हाथे-पाथे रोपि लेब। कदवामे बीआ रखि सुबध, आड़िपर बैसि, तमाकुल चुनवै लगल। मनोहर आ तौनकी खेतमे बीआ पसारै लगल। सैँसे खेत बीओ पसरि गेलइ आ सुवधो तमाकुल खा लेलक। तीनू गोटे एक-एक आँटी खोलि खुज्जा पसारि एक-एक खुज्जा रोपै ले वामा हाथमे रखलक। पछिमसँ (आइरिक कात) तौनकी बीचमे मनोहर आ पूबसँ सुवध पाहि धेलक। एक पाँती रोपि दोसर धेलक कि पूब दिशि एक चिड़की मेघ उठैत देखलक। मेघक छोट टुकड़ी देखि ककरो मनमे पाइनिक शंका नै उठलै। कने-कने सिहकी सेहो चलै लगलै। जहिना-जहिना हवा तेज होइत जाइत तहिना-तहिना करियामेघक टुकड़ी सेहो उधिया-उधिया उपर चढ़े लगले। उपर चढ़ि-चढ़ि ओ टुकड़ी एक-दोसरमे मिलै लगल। मुदा पछिम दिशि रौद उगले। कनिये कालक

बाद सुरुज झपा गेल। हबो तेज हुअए लगलै। बिजलोका चमकै लगलै। बुन्दा-बुन्दी पानि पड़ै लगलै। जते मेघ सघन होइत जाइत तते पाइनियोक बुन्न जोर पकड़ैत। संगे बिजलोको बेसिआइल जाइत। घन-घनौआ बरखा हुअए लगल। पाइनमे भीजै दुआरे तीनू गोरे, दौड़ि कऽ आमक गाछ लग पहुँचल। खेतसँ बीघे भरि हटिकेँ आमक गाछ। खूब झमटगर। चारि हाथ उपरेमे दू फेंड़ भऽ गेल। सरही आम। गाछक पँजरेमे पछिमसँ तौनकी बैसलि आ पूबसँ सुवध आ मनोहर। तौनकी साड़ी ओढ़ि दुनू हाथक मुट्ठी बान्हि काँखमे लऽ लेलक। मुदा सुवधो आ मनोहरो छुछे देहे। गमछाक मुरेठा बान्हि लेलक। मुदा तइयो,जाड़े दुनू बापूत थर-थर कपैत। नमहर-नमहर वुन्न सेहो देहपर खसै। सँसे देहक रुइयाँ भुलकिकेँ ठाढ़ भऽ गेलइ। मुदा की करत? कोनो उपाय नहि। पछिमो मेघ पकड़ि बरिसै लगल। जहिसँ दूर-दूर धरि बरखा हुअए लगलै। रहि-रहि कऽ मेघो गरजै आ बिजलोको चमकै। एक बेरि, खूब जोरसँ, बिजलोका चमकलै। मुदा आन बेरक चमकलहासँ बिजलोकाक रंग बदलल। आन बेरि पिरौंछ इजोत होइत जबकि एहि बेरि लाल टुह-टुह। दुरकाल समय देखि तौनकी मने-मन खैंझा भगवानकेँ कोसैत जे कोनो काजक समय होइ छै। अखैन पाइनिक कोन काज छै। जहिना तगतगर लोक सदिखन बलउमकी करैत अछि तहिना ई टिकजरौना इन्द्रो भगवान करै अए। अनेरे काजकेँ बरदा जाड़े कठुअबै अए। लोक सभ कहै छै जे देवता-पितरकेँ बड़का-बड़का आखि होइ छै जे एक्के ठीन बैसल-बैसल सगरे दुनिया देखै अए। से आखि अखैन कतऽ चलि गेलइ। देवियो-देवता गरीबे-गुरबाकेँ जान मारै पाछु लागल रहै अए। जन-बोनिहारक काज करैक दू उखड़ाहा होइ अए। भिनसुरका आ दुपहरिया। भिनसुरका उखड़ाहामे जँ एगारहो बजे पानि भेलि वा कोनो

बाधा भेलि तँ गिरहत थोड़े बोइन देत। अगर जँ जलखै भऽ गेल रहलै तँ बड़वढ़िया नञि तँ जलखैइयो पार। यैह तँ ऐठामक चलनि छै। ई टिकजरुआ भगवान गिरहतेकेँ मदति करै छै।

जाड़सँ कपैत सुवध मनोहरकेँ कहलक- 'बौआ, सोचै छलौ जे आन दिन रोपैन करैमे अबेर भऽ जाइ छलै जइसँ अपन काज नञि सम्हरै छलै, मुदा आइ सबेरे-सकाल रोपैन होइत तँ अपनो बाड़ीक खेत रोपि लइतौ। से सभ भगंठि गेल। कखैन पानि छुटत कखैन नै, सेहो ठीक नहि। दुनू बापूत गप-सप करिते छल कि तड़-तड़ाकेँ ठनका ओहि गाछपर खसल। जइठीनसँ दुनू डारि फुटल छलै तकरा चिड़ैत माइटमे चलि गेल। चीड़ाकेँ गाछ दुनू भाग खसल। एक फाँकक तरमे तौनकी आ दोसर फाँकक तरमे दुनू बापूत मोटका डारिक तरमे पड़ि गेल।

पाइन छुटल। सँसे गाममे हल्ला हुअए लगलै जे बाधमे जे आमक गाछ छलै से खसि पड़लै। भरिसक ओहीपर ठनका खसलै। एक्के-दुइये लोक देखै ले जाइ लगल। कातेमे ठाढ़ भऽ भऽ लोक देखैत। गाछोपर आ गाछक निच्चोमे (जमीनो पर) तते घोरन पसरि गेलै जे लोक गाछक भीर जाइक हिम्मते ने करैत। मुदा, जीवठ बान्हि करिया गाछक जड़ि देखै बढ़ल। घोरन तँ खूब कटै, मुदा तइयो हिम्मत कऽ करिया जड़ि लग पहुँचल। ठनकाक आगिक चेन्ह ओहिना दुनू फाँकमे छल। जड़ि लग ठाढ़ भऽ ओ हिया-हिया देखै लगल। देखैत-देखैत मनोहरक टाँगपर नजरि पड़लै। टाँगपर नजरि पड़िते हल्ला करै लगल जे एक गोरे तरमे पिचाइल अछि। दौड़िकेँ अवै जाइ जा एकरा बहार करह? करियाक बात सुनि चारु भरसँ लोक बढ़ल। देखैत-देखैत तीनू गोरेपर नजरि पड़लै। हल्ला करैत करिया कुड़हरि अनै घरपर दौगल। तीनू खून बोकरि-

बोकरि मरल। मुदा तइओ सभ बचा-बचाकेँ डारि काटै लगल। डारि काटि सील उनटौलक तँ तीनू थकुचा-थकुचा भेल। पहिने तँ कियो नै चिन्हलक, किऐक तँ तीनू बेदरंग भऽ गेल। मुदा भाँज लगौलापर पता चललै जे दुनू बापूत सुवध कक्का छी आ पुतोंहू छियै।

अखन धरि मरनी, अंगनेमे, दुनू बच्चाकेँ खेलबैत। गौरिया आबिकेँ कहलकै- 'दादी, तोरे अंगनाक सभ गाछक तरमे दवा कऽ मरि गेलउ।'

गौरियाक बात सुनितहि मरनी अचेत भऽ खसि पड़ल। दुनू बच्चा सेहो चिचिया लगलै। मरनीकेँ अचेत देखि अलोधनी मुहपर पानि छीटि बिअनि हौंकै लागलि। कनिये कालक बाद होश भेलइ। होशमे अबितहि मरनी फेरि बपहारि कटै लगल।

बच्चाकेँ कोरामे लऽ मरनीक संग अलोधनी देखै ले विदा भेलि। गाछ लग पहुँचते,तीनू गोरेकेँ मुइल देखि मरनी ओंघरनिया कटै लागलि। ओंघरनिया कटैत देखि करिया पजियाकेँ पकड़ि मरनीकेँ कात लऽ गेल। मरनीक दशा देखि सभ संत्वना दिअए लगल। मुदा मरनीक करेज थीरे ने रहै। विचित्र स्थितिमे पड़ल। एक दिशि परिवारकेँ नाश होइत देखए तँ दोसर दिशि दुनू बच्चाक मुह देखि कनी-मनी आशा मनमे जगै।

चारि साल पहिलुका नहि, आब नव मरनीक जन्म भेल। जहिना आगिमे तपैसँ पहिने सोनाक जे रंग रहैत तपलापर जहिना चमकि उठैत तहिना। ओना समाजोक वेवहार जे पहिलुका छलै अहूमे बदलाव एलै। कियो खाइक बौस दऽ जाइत तँ कियो बच्चो आ अपनो ले नुआ-बस्तर। जखन ककरो भाँजमे कोनो काज अबै तऽ ओ मरनियो कऽ संग कऽ लइत। जहिना परिवारमे बूढ़ आ बच्चाक प्रति जे सिनेह होइत,ओहने सिनेह मरनीक प्रति समाजोक बीच हुअए लगलै। अपनो जीबैक आशा आ बच्चोक, मरनीकेँ नव स्फूर्ति सेहो पैदा केलक। एते दिन मरनीक हाथमे पुरने औजार (खेतीक) टा रहै छलै ओ आब बढ़िकेँ दोवर भऽ गेल। हँसुआ, खुरपी, टेंगारी, कोदाइरिक संग-संग हथौरी, गैंचा सेहो आबि गेलइ।

समय आगू बढ़ल। देशक विकासक गति सेहो, बहुत तेज नहि मुदा किछु गति तँ जरुर पकड़लक। गाम-गाममे बान्ह-सड़क, पुल-पुलिया, स्कूल, अस्पताल सेहो बनै लगल। जहिसँ खेतिहर बोनिहारकेँ सेहो काज बढ़ल। मरनियो छिट्टामे माटि उघब, पजेबा उघब,गिट्टी फोड़ब, सुरखी कुटब सीखि लेलक। जहिसँ बेकारी मेटाएल। रोज कमेनाइ रोज खेनाइ घरि गरीबो पहुँच गेल। भलेही जिनगीमे बहुत अधिक उन्नति नञि एलै मुदा जीवैक आशा जरुर जगलै। मुदा ई सभ काज छतौनीमे नहि, पास-पड़ोसक आन-आन गाममे हुअए लगलै। जहिमे छतौनियोक बोनिहार सभ काज करै लगल।

छतौनियोक दिन घुरलै। सात किलोमीटर पक्की सड़क (पीच), जे एन.एच.सँ लऽ कऽ रेलवे स्टेशनकेँ जोड़ैत, छतौनिये होइत बनैक शुरु भेल। जहियेसँ 'प्रधानमंत्री ग्राम सड़क योजनाक' छतौनी होइत बनैक चरचा भेलि, तहियेसँ छतौनीक लोकक मनमे खुशी अबै लगलै। गामक लोकक तँ ओहन दशा नहि जे बस, ट्रक कीनैक विचार करैत। मुदा तइओ एते बात जरुर एलै जे बरसातमे जे घरसँ बहराएव कठिन छलै ओ आब नै रहतै। किछु गोटेक मनमे ई बात जरुर होइत जे एते दिन बिना जूत्तो-चप्पलकेँ काज चलैत छल, से आब नै

चलत। आड़ि-घुर (माटि) पर चललासँ, बेसीसँ बेसी काँट-कुश गरैत छल मुदा पीच भेने शीशाक टुकड़ी, लोहाक टुकड़ी सेहो गरत। जहिसँ पाएरक नोकसान बेसी हैत। मुदा फेरि मनमे अबै जे एते दिन कम आमदनी रहने जूत्ता-चप्पल नै कीनि पबै छलौ से आब नै हैत। नञि वेसी तँ एक्को जोड़ा जरुरे कीनि लेब। जइ सँ पाएरमे बेमाइयो ने फँटत।

प्रधानमंत्री योजनाक सड़क बनै लगल। मुदा जते आशा बोनिहार सभकेँ छलै तते नै भेलइ। किऐक तँ माइटिक काज शुरु होइते रंग-विरंगक गाड़ी सभ पहुँचै लगल। जे माइटिक काज बोनिहार करैत ओ ट्रेक्टर करै लगल। ओना काजक गति तेज रहै मुदा बोनिहारक बेकारी बरकरारे रहलै। सड़कपर माटि पड़िते रौलर आबि सरियाबै लगल। खेनाइ-पीनाइ छोड़ि धियो-पूतो आ जनिजातियो भरि-भरि दिन देखते रहैत। ओना बूढ़ो-पुरान देखैत मुदा घरक चिन्ता खीचिकेँ काज दिशि लऽ जायत। पनरहे दिनमे सातो किलो-मीटर सड़कपर माइटिक काज सम्पन्न भऽ गेलइ। एकदम चिक्कन, उज्जड़ धप-धप। घर एते ऊँच सड़क बनि गेलि।

माइटिक सड़क बनिते बड़का-बड़का ट्रक चिमनीसँ ईटा खसवै लगल। ऐँह, अजीब-अजीब ट्रको सभ। एते दिन छह-पहिये ट्रकटा गामक लोक देखने मुदा एहि सड़ककेँ बनने दस पहियासँ लऽ कऽ अट्ठारह पहियाबला ट्रक सभकेँ सेहो देखलक। तीनिये दिनमे सातो किलोमीटरक इंटा खसा देलक। मुदा ईटा पसारैक काज तँ इंजन नहि करत। ओ तँ लोके करत। मुदा ओहिक लेल तँ अनुभवी (एक्सपर्ट) लोकक जरुरत हैत। जे छतौनीमे नहि। तँ, बाहरेसँ अनुभवी मिसतिरी आओत! मुदा तेहेन बड़का ठीकेदार सड़क बनवैत जे अनेको सड़क एक संग चलवैत। एक्के दिन तते अनुभवी मिसतिरी ईटा पसारै ले आएल जे सभके बुझि पड़लै जे दुइये दिनमे सातो किलो-मीटर ईटा पसारि देत। मुदा ईटा उघै ले ते मजदूर चाहियै। पहिले-पहिल दिन छतौनीक बेनिहारकेँ काज भेटिलै। ईटा पसरै लगल। धुरझाड़ काज चलै लगल। छतौनीक सभ बोनिहार खुशीसँ काज करै लगल। तहि बीच ईटापर पसारै ले फुटलाहा ईटा ट्रकसँ अबै लगल। दोहरी काज देखि छतौनीक बोनिहारक मन खुशीसँ नचै लगल। किऐक तँ गिट्टी फोड़ै ले गामेक बोनिहारकेँ काज भेटितै। मुदा ठीकेदारक मुनसी, अपने खाई-पीबै दुआरे, सस्ते दरसँ गिट्टी फोड़ैक रेट लगा देलक। एक ट्रेक्टर पजेबा फोड़ैक दर साठिये रुपैया दइ ले तैयार भेल। एक-दू दिन तँ लोक (बोनिहार) गिट्टी फोड़ब बन्न केलक,मुदा पेटक आगि मजबुरन सभकेँ ल गेलइ। मरनी सेहो गिट्टी फोड़ै लागलि। एक ट्रेक्टर गिट्टी फोड़ैमे वेचारीकेँ चारि दिन लगैत। मुदा की करैत?

एहि सड़कसँ पहिने जे सड़क बनञि, ओ रिआइत-खिआइत रहि जाय। माइटिक काज भेलापर साल-दू साल ईटा वैइसैमे लगइ। जहिसँ माटि ढ़हि-ढूहिकेँ उबड़-खाबड़ बनि जाय। बड़का-बड़का खाधि सड़कपर बनि जाइत। तहूमे तीनि नंबर पजेवा फुटि-भाँगिकेँ गरदा बनि जायत। गामक धियो-पूतो उठा-उठा खेत-पथारमे फेकि देइत। कोठीक गोरा बनवै ले स्त्रीगण सभ नीकहा ईटा उठा-उठा लऽ जाइत। मुदा अइबेरि से नै हैत। दुइये मासमे सड़क बनवै शर्त ठीकेदारकेँ अछि। जाबे बरखा खसत-खसत ताबे सड़क बनि जाएब छैक। पचास बर्खक मरनी, जे देखैमे झुनकुट बूढ़ि बूझि पड़ैत। सैँसे देहक हड्डी झक-झक करैत। खपटा जेकाँ मुह। खैनी खाइत-खाइत अगिला चारु दाँत टूटल। गांगी-जमुनी केश हवामे फहराइत। तहूमे सड़कक गरदासँ सभ दिन नहाइत। मुदा तइओ मरनी अपन आँखि बचैने रहैत। जखन पुरबा हवा बहै तँ पछिम मुहे

घुरिकेँ गिट्टी फोड़ै लगैत आ जखन पछवा बहै लगैत तँ पूब मुहे घुरि जाइत। बीच-बीचमे सुसताइयो लइत आ खैनियो खा लइत। मुदा तइओ ओकर मुह कखनो मलिन नै होय। किऐक तँ हृदयमे अदम्य साहस आ मनमे असीम विसवास सदिखन बनल रहैत। तँ,मुह कखनो मलिन नहि होय, सदिखन हँसिते रहए।

भिनसुरके उखड़ाहा। करीब नअ बजैत। पूब मुहे घुरि मरनी गिट्टी फोड़ैत। तहि बीच,पच्चीस-तीस बर्खक सुगिया माथ उधारने, छपुआ बनारसी साड़ी आ ओही रंगक आंगी पहिरने, घुमौआ केश सीटि जुट्टी लटकौने, ऍँड़ीदार चमड़ौ-चप्पल आ मोजा लगौने, मुहमे पान सौ नम्बर पत्ती देल पान खेने, डोलचीमे नूनक पौकेट, कडूतेलक शीशी, मसल्लाक पुड़िया, साबुन रखि हाथमे लटकौने, आबिकेँ मरनीक लग ठाढ़ भऽ गेलि। मरनीक मेहनत आ बगए देखि दिल खोलि मने-मन हँसै लागलि। मरनी गिट्टी फोड़ैमे मस्त। किऐक किम्हरो ताकत! सुगियाक हृदयक खुशी मुहसँ हँसी होइत निकलै चाहैत। मुदा मुहक पानक पीत ठोरक फाटक कऽ बन्न केने। तँ पानक पीत फेकब सुगियाकेँ जरुरी भेलइ। जइ पजेबाक ढ़ेरीपर बैसि मरनी गिट्टी बनवैत, ओहि ढ़ेरीपर सुगिया भरि मुहक पीति फेकि देलक। पीतक दू-चारि बुन्न मरनीक देहोपर पड़लै। देहपर पड़िते ओ उनटिकेँ तकलक। टटका पीत चक-चक करैत। कनडेरिये आखिये मरनी सुगियाक मुह दिशि तकलक। सुगियाकेँ पान चिबबैत देखि मरनीक मनमे आगि पजड़ि गेलइ। पजेवाक ढ़ेरी देखलक। सैँसे थूक पड़ल। मने-मन सोचलक जे आब कना गिट्टी फोरब। ढ़ेरियो आ देहो अँइठ कऽ देलक।

आखि गुड़ारिकेँ मरनी सुगियाकेँ कहलक- 'गइ रनडिया, तोरा सुझलौ नै जे ढ़ेरीपर थुक फेकिले?

गरीब मरनीक कटाह बात सुनि सुगिया तमकिकेँ उत्तर देलक- 'तोरे बान्ह छिऔ जे हम थुक नै फेकब।'

सुगियाक बोलकेँ दवैत मरनी बाजलि- 'एतेटा बान्ह छै, तइमे तोरा कतौ थूक फेकैक जगह नै भटिलौ जे ऐठाम फेकले।'

सुगिया- 'जदी एतै फेकलियै ते तू हमर की करमे?'

मरनी- 'की करबौ। आँइ गै निरलज्जी, तोरा लाज होइ छौ जे सात पुरखाकेँ नाक-कान कटौलही। जेहने कुल-खनदान रहतौ तेहने ने चाइल चलमे।'

सुगिया- 'अपन देह-दशा नै देखै छीही?'

मरनी- 'की देखबै। ई देह बोनिहारनिक छियै। तोरा जेकाँ कि हम कहियो बमैबला छौँड़ा सेने, ते कहियो डिल्लीबला छौँड़ा सेने बौआइ छी। एक चुरुक पानिमे डूबिकेँ मरि जो। तीमन चिक्खी (चिख्खी) नहितन। जहिना सात घरक तीमन चिक्खै छैँ तहिना सातटा मुनसा देखै छैँ। हमर पड़तर सातो जिनगीमे हेतउ। जेकरा संगे बाप हाथ पकड़ा देलक, सहि मरिकेँ तेइ घरमे छी। छुछुनरि कहीं कऽ। आगि लगा ले अइ फुललाहा देहमे।'

मरनीक बातसँ सुगिया सहमि गेलि। मनमे डर पैसि गेलइ जे हो न हो कहीं मारबो ने करै। मुह सकुचबैत, मूड़ी गोति विदा भेलि। सुगियाकेँ जाइत देखि मरनी साड़ीक खूँट से तमाकुल-चून निकालि चुनबै लागलि। मुदा तइओ मन असथिर नञि भेलइ। मूड़ी उठा-उठा सुगियो दिशि देखै आ मने-मन बजबो करए 'देह केहेन सीटने अछि, उढ़ढ़ी। जना रजा-महराजाक बोहू हुअए। हाथ-पाएरमे लुलही पकड़ने छनि जे कमाकेँ खेतीह। जेहने छुछुनरि छउरा सभ तेहने छउरी सभ।'

तमाकू खा मरनी ईटा फोड़ै ले घुमल कि दादी-दादी करैत पोता दौगल आबि दुनू हाथे दुनू जाँघ पकड़ि ठाढ़ भऽ गेल। पाछूसँ पोतियो एलै। पोताकेँ कोरामे उठा मुहमे चुम्मा ल पोतीकेँ कहलक- 'दाय, बौआकेँ रोटी नै देलही।' दुनू गोरे चलि जाउ, मोरामे रोटी रखने छी, लऽ कऽ दुनू गोरे खाए लेब। हम अखैन काज करै छी। कनीकालमे आबिकेँ भानस करब।'

पोता-पोती, आंगन दिशि विदा भेल। पूब मुहे घुरिकेँ मरनी गिट्टी फोड़ै लगल। चारिटा बन्दूकधारी बड़डी-गार्डक संग सड़कक ठीकेदार उत्तरसँ दछिन मुहे सड़क देखैत जाइत। आगू-आगू ठीकेदार पाछु-पाछु बन्दूकधारी। ठीकेदारक नजरि मरनीपर पड़ल। मरनीपर नजरि पड़िते ठीकेदारक डेग छोट-छोट हुअए लगल। ठीकेदारक आखि मरनीपर अटकि गेल। डेग तँ आगू मुहे बढ़वैत, मुदा आखिक ज्योति हृदयमे प्रवेश कऽ हृदयकेँ हड़बड़बै लगलै। मनमे अन्हर-तूफान उठै लगलै। जहिसँ मने-मन विचारै लगल जे जेकरा कमाइपर हमरा चारिटा बड़डी गार्ड अछि, करोड़ो-अरबोक आमदनी अछि, तेकर ई दशा छैक। ओ तँ हमर ओहन समांग छी जे कमासुत अछि। ओहन तँ नहि जे ऐश-मौजक जिनगी बना कमेलहे सम्पत्तिकेँ भोगैत अछि। मुदा अँटकल नहि। आगू मुहे बढ़िते रहल। किछु दूर आगू बढ़लापर जना मरनीक आत्मा आगूसँ रोकि देलकै। बिचहि सड़कपर ओ (ठीकेदार) ठाढ़ भऽ गेल। ठाढ़ भऽ एकटा सिपाहीकेँ कहलक- 'ओइ गिट्टी फोड़िनिहारिकेँ कने बजौने आउ?'

ठीकेदारक बात सुनि एकटा सिपाही मरनी दिशि बढ़ल। मरनी लग जा ओ (सिपाही) कहलक- 'मालिक (सरकार) बजबै छथुन। से कने चल?'

गिट्टी फोड़ब छोड़ि मरनी उनटिकेँ सिपाही दिशि तकलक। सिपाहीकेँ देखि मने-मन सोचै लगल जे ने हम कोनो मेमलामे फँसल छी आ ने कोनो बैंकक करजा नेने छियै,तखैन किअए हमरा सिपाही बजवै आएल। मन सक्कत कऽ कऽ कहलक- 'तू नै देखे छहक जे अखैन हम काज करै छी। जेकर बोइन लेबइ ओकर काज नै करबै। अखैन जा। काजक बेरि उनहि जेतइ, तब ऐबह।'

मरनीक बात ठीकेदारो आ सिपाहियो सुनैत। एक-दोसरकेँ देखि आखि निच्चा कऽ लिअए। मुदा ठीकेदारक मन पीपरक पात जेकाँ डोलैत। कखनो मरनीक इमानदारीपर मन नचैत तँ कखनो ओकर अवस्थापर। जहि देशक श्रमिक एते श्रममे विसवास करैत अछि ओहि देशक विकास जँ बाधित अछि तँ जरुर कतौ नै कतौ संचालनकर्ताक बेइमानी छैक। ई बात मनमे अबिते ठीकेदार अपना दिशि घुरिकेँ तकलक, तँ अपन दोख सामने अबि ठाढ़ भऽ गेलइ।

सिपाही कड़किकेँ मरनीकेँ कहलक- 'नञि जेवही ते पकड़िकेँ लऽ जवउ?

सिपाहीक गर्म बोली सुनि मरनी कहलक- 'तोहर हम कोनो करजा खेने छिअह जे पकड़िकेँ लऽ जेबह। अपन सुखलो हड़डीकेँ धुनै छी, खाइ छी।'

मरनीक बात सुनि सिपाहियोक मन उनटै-पुनटै लगलै। एक दिशि मालिकक आदेश दोसर दिशि मरनीक विचार। आखिर, ऐहेन लोकक बीच ऐहेन सक्कत विचार अबैक कारण की छै? अनका देखै छियै जे सिर्फ सिपाहीक बरदी (वर्दी) देखि डरा जाइत अछि,भलेही ओ सरकारक सिपाही नहियो रहए। मुदा हमरा तँ सभ कुछ अछि तइओ अइ बुढ़ियाकेँ डर नै होइ छै। फेरि मनमे एलै जे हम किछु छी तँ नोकर छी, मुदा ई किछु अछि तँ स्वतंत्र वोनिहारिन। स्वतंत्र देशक स्वतंत्र श्रमिक। जे देशक आधार छी। आखिर देश तँ ऐकरो सभहक छिअए।

सिपाहीकेँ ठाढ़ देखि ठीकेदारे पाछु ससरिकेँ मरनी लग आएल। मरनियो सभकेँ देखैत आ मरनियोकेँ सभ। ठीकेदार, मरनीक आखि देखैत। आखिमे सुरुजक रोशनी जेकाँ प्रखर ज्योति। ललाटसँ आत्म-विश्वास छिटकैत। मधुर स्वरमे ठीकेदार पूछलक-'चाची, अहाँक परिवारमे के सभ छथि?'

ठीकेदारक प्रश्न सुनि मरनीक आखिमे नोर अबै लगलै। मन पड़ि गेलइ अपन पति,बेटा आ पुतोहूक मृत्यु। टघरैत नोरकेँ आँचरसँ पोछि, बाजलि- 'बौआ, हमर घरबला, बेटा आ पुतोहू ठनकामे मरि गेल। अपने छी आ पिलुआ जेकाँ दूटा पोता-पोती अछि।'

ठीकेदार- 'बच्चा सभ स्कूलो जाइ अए?'

'नै। एक तँ गाममे इस्कूल नै छै। तहूमे, पहिने गरीब लोकक धिया-पूताकेँ पेट भरतै,तब ने जायत। ने भरि पेट अन्न होइ छै, आ ने भरि देह वस्त्र, ने रहैक घर छै, तखन इस्कूल कना जायत।'

मरनीक बात सुनि ठीकेदार सहमि गेल। मने-मन सोचै लगल जे आखिक सोझमे देखै छियै, ओ झूठ कोना भऽ सकैत अछि। एत्ते भारी (कठिन) काज केनिहारिक देहपर कारी खट-खट कपड़ा छै, तोहूमे सइओ चेफड़ी लागल छै, काज करै जोकर उमेर नै छै,तइपर एते भारी हथौरी पजेबापर पटकैत अछि। ठीकेदारक मन दहलि गेलइ। जहिना अकास आ पृथ्वीक बीच छितिज अछि, जाहि ठाम जा चिड़ै-चुनमुनी लसकि जाइत अछि, तहिना ठीकेदारक मन सुख-दुखक बीच लसकि गेल। जना सभ कुछ मनक हरा गेलइ। शून्न भऽ गेलइ। ने आगूक बाट सूझै आ ने पाछुक। मरनीसँ आगू की पूछब से मनमे रहवे ने केलइ। साहस बटोरि पूछलक- 'भरि दिनमे कते रुपैया कमाइ छी?'ठीकेदारक प्रश्न सुनि मरनीक मनमे झड़क उठल। बाजलि- 'कते कमाएव! जेहने वइमान (बैमान) सरकार अछि तेहने ओकर मनसी छै। चारि दिनमे एकटा ढ़ेरी (पजेवाक) फोड़ै छी ते तीनि-बीस (साइठ) रुपैया दइ अए। अइ से तीनि तूर के पेट भरत। भरि दिन ईटा फोड़ैत-फोड़ैत देह-हाथ दुखाइत रहै अए, मुदा एकटा गोटियो कीनव से पाइ नै बँचै अए।

ठीकेदारक आखिमे नोर आबि गेलइ। मनुष्यता जागि गेलइ। मुदा, ई मनुष्यता कते काल जिनगीमे अँटकतै? जिनगी तँ उनटल छै। जहिमे मनुष्यता नामक कोनो वस्तु नहि छैक।

– सुनिल मल्लिक

सफल व्यक्ति

आब मिथिला ग्रामक तयारी

(प्रस्तुति- सुजीत झा)

समय २०३६ सालक एक राति के । जनकपुरक प्रसिद्ध जानकी मन्दिरक प्राङ्गणमे मिथिला नाट्य कला परिषदक एकटा सांस्कृतिक कार्यक्रम भऽ रहल । दर्शक दीर्घा सँ एकटा बालक हमहुँ गायब कहि उदघोषक भोला दासके चिट पर चिट दऽ रहल ।

मुदा भोलाक मन नहि डोलि रहल । दर्शकसभ उठय लागल छल ।

इम्हर ओ बालक दशम वेर हमहुँ गायव कहि चिट पठौलन्हि । उदघोषकके मन डोलि गेल । वालक मञ्चपर ऐलाह आ अपन गीत सुरु कएलन्हि । अपन अपन घर जा रहल दर्शकसभ फिर्ता आबय लागल आ मञ्चक आगामे बैसि गेल ।

ई कोनो उपन्यास आ कथाक अंश नहि अछि । ओ बालक रहथि सुनिल मल्लिक । हुनके सँग ई घटना भेल अछि ।

कहियो मिनापक मञ्चपर चढयक लेल चिट पर चिट देवयबला व्यक्ति आई मिनापक अध्यक्ष छथि । फेर एकटा चर्चित गायक , संगीतकार, सफल कर्मचारी, व्यवसायी आदि विशेषण सँ युक्त छथि ।

आइ जँ सफल व्यक्तिक खोजी कएल जाए तँ ओ अग्रणीमे अवैत छथि ।

कहियो एक समय छल जे ओ दुर सँ दुरक यात्रा साइकल सँ करथि मुदा स्थिति बदैल गेल अछि ।

हुनका घरमे चारि टा मोटरसाइकल , एकटा जिप सहितक साधन छन्हि ।

आई अफिसो चढय लेल गाडी देने छन्हि ।

सुनिलक प्रगतिमे हुनक पिता कामेश्वर मल्लिकक़ँ मार्ग दर्शन आ हुनक अपन लगन दून्नु ओतवे काम कएने सुनिल नजदिकक व्यक्तिसभ कहैत छथि ।

कहियो वडका गीतकार आ संगीतकार बनब सपना देखयबला सुनिल ओहि क्षेत्रमे बहुत बडका स्थानपर तऽ नहि गेला मुदा अपन भाई सभके ओहि लाइनमे देलन्हि ।

सुनिलक छोट भाई प्रवेश संगीतक दुनियामे अपन स्थान खोजयमे लागि गेल अछि ।

कहल जाइत छैक प्रवेशके ओहि लाइनमे पठाबयमे सुनिलक बहुत योगदान अछि ।

२०२४ आसिन १० गते भारतक खजौलीमे माता सुशिला मल्लिक आ पिता कामेश्वर मल्लिकके जेष्ठ पुत्रक रुपमे जन्म लेनिहार सुनिल एमएससी , पिजिडी इन साइन्सक अध्ययन कएने छथि ।

सुनिलक विषयमे कहल जाइत छैक ओ सात कक्षामे पढैत रहथि तहिए म्युजिकक धुन बनौने रहथि ।

एकदम कम उमेरमे ओ मञ्चसभ पर गाबय लागल रहथि ।

महोत्तरीक सुगा में कृष्णाष्टमीमे हिनका स्पेशली बजाओल जाइत
छल । एक बेर ओहि गाममे मञ्चपर गीत गएलाक बाद दर्शकसभ हिनका पर पैसाक वर्षा कऽ देने छल ।

सुनिलक अनुसार ३० वर्ष पूर्व तेह्र सय रुपैया भेल छल ।

ओ मञ्चपर गावयके एतेक क्रेजी रहथि जे छोकरवाजी नाचपाटी होइ वा कोनो कार्यक्रम ओ कपडा पहिर बिदा भऽ जाइत छलाह । पैसा के देत के नहि हुनका अहि सँ सरोकार नहि छल । मैथिलीक चर्चित गीतकार सियाराम झा सरसक शब्दमे मिथिलाञ्चलमे म्युजिकके जे
सेन्स सुनिलमे अछि बहुतो में नहि अछि ।

कहल जाइत छैक सुनिलक पिता एकटा बढीया गायक रहथि तहिना हुनक बाबा मुसद्दी लाल मल्लिक चर्चित तबला बादक । फेर हुनक दू पुत्री आ एक पुत्र सेहो गीत गबैत छन्हि ।

चर्चित गायिका नेहा प्रियदर्शनीक पिता होवयके सेहो सुनिलके गौरब प्राप्त छन्हि । सुनिल छौडा तोरा बज्जर खसतौ , गीत घर घर के, हमर धकधकी बढैय, लेहुएल आँचर, खोता सिंगार, आर्शिवाद, मुटुभरी माया सहितक एलबममे संगीत देने छथि ।

गायनक अतिरिक्त किछ एलबममे हुनक लिखल गीत सेहो
अछि । एक दिस गीत संगीत क्षेत्रमे ओतेक आगा छथि तऽ दोसर दिस शैक्षिक तालिम उपकेन्द्र धनुषाक प्रमुख छथि ।

ओ तालिम केन्द्र धनुषा , महोत्तरी, सिरहा, सर्लाही, सिन्धुली, जिल्लाक शिक्षकसभकँ तालिम दैत अछि । किछ वर्ष पूर्व ओ शिक्षक सेहो रहथि ।

ओहि क्रममे ट्युशनिया सभके हुनका घरमे भिड लागल रहैत छल ।

सुनिल व्यवसायी सेहो छथि जनकपुरक क्याम्पस चौकपर विज्ञानक समान विक्री केन्द्र सेहो हिनके छन्हि । विज्ञान सामग्री विक्री केन्द्र जनकपुरमे नयाँ व्यवसाय छल ।

नयाँ व्यवसायकँ चुनौती स्वीकार कएलन्हि आ ओ व्यवसाय एखन नीक अवस्थामे अछि ।

गीत रेकर्डिङ्ग स्टुडियोके सेहो हुनक सोच छन्हि । जकर तैयारी ओ सुरु कऽ देने छथि । फेर मिनापक वात करी तऽ प्रमुख प्रोजेक्टसभकँ मिनाप सँ जोडयमे हुनक महत्वपूर्ण योगदान अछि । अखन ओ नाटकघर निर्माणमे लागल
छथि ।

फेर मिथिला ग्रामक परिकल्पना सेहो हुनक छन्हि । ओ कहैत छथि _'एकटा एहन स्थान होए जतय

नाटकघर हुए, मिथिलाक संग्रालय हुए मिथिलाक प्रमुख भोजनसभ ओतए भेटए , एहन चिजक आवश्यकता छैक ।'

मिथिला ग्रामक लेल विभिन्न क्षेत्रक व्यक्तिसभ सँगे परामर्श सुरु कऽ देने प्रसंगक क्रममे सुनिल कहलन्हि ।

(प्रस्तुति- सुजीत झा)



बिपिन झा

## आवश्यकता अछि सकारात्मक मौलिक चिन्तनक

मानवमात्रक विकास हेतु मौलिक चिन्तन अत्यावश्यक अछि। संगहिं विज्ञान आ प्रौद्योगिकीकनिरन्तर विकासक मार्ग में मौलिक चिन्तनक उपेक्षा नहि कयल जासकैत अछि। कोनो राष्ट्र यदिविकसित राष्ट्र कऽ रूप में ख्यातिप्राप्त अछि तऽ एहि में मौलिक चिन्तक योगदान सहजतया इंगित कयलजा सकैत अछि।

एतय 'सकारात्मक' पद जोडबाक आशय मात्र एतवा अछि जे मौलिक चिन्तन यदि ध्वंसात्मकहो तऽ ओ सर्वनाशक कारण सेहो भय सकैत अछि। आब प्रश्न ई अछि जे एहि लेख कऽ औचित्य कीअछि? कियाक तऽ मनुक्ख जन्मजात विचारशील प्राणी होइत अछि। मौलिक चिन्तन ओकरस्वाभाविक गुण होइत छैक। मुदा... यदि वर्तमान परिप्रेक्ष्य कें ध्यान में राखल जाय तऽ व्यक्ति, चाहेओ जे कोनो कारण हो, मौलिक चिन्तन सऽ परहेज राखय चाहैत अछि।

अपन गप्प कें हम आजुक शोधक सन्दर्भ कें विशेष रूप सऽ जोडय चाहैत छी कियाक तऽभारतवर्षक विभिन्न उच्च अध्ययन संस्थान द्वारा करायल जा रहल विभिन्न विषय में शोध (जेकराप्रचलित रूप मे M. Phil/ M. Tech, D. Phil Ph. D आदि कहैत छियैक), राष्ट्रक ज्ञानपरम्परा कसंवर्धक आओर राष्ट्रक विकास में सहायक होइत अछि।

सामान्यतया आजुक स्थिति ई भय गेल अछि जे अधिकांश उच्च अध्ययन संस्थान द्वारा करायलजा रहल विभिन्न विषय में शोध, उपाधि प्राप्तिक हेतु मात्र भय जा रहल अछि। एहि विषय सऽ अपनेलोकनि सेहो अंशतः वा पूर्णतः सहमत होयब। सामान्यतः देखल जाइत अछि जे विबिध ग्रन्थगत तथ्यआओर अवधारणा क प्रस्तुति कय शोधग्रन्थ तैयार कय उपाधि प्राप्त कय लेल जाइत अछि। ओकर**गुणवत्ता** पर ध्यान नहि देल जाइत अछि।

एतय हम एकटा महत्त्वपूर्ण संस्था मे जाहि विषय पर उपाधि देल गेल ओकर चर्चा करयचाहैत छी। विषय “Theory of false Cognition” (भ्रम सिद्धान्त) सँ संबन्धित छल। ओतय विभिन्नसिद्धान्त शोधकर्ता द्वारा प्रस्तुत कयल गेल। पूर्ववर्ती आचार्यक मत पर टिप्पणी हुनका आदर दैत नहिंकयल गेल। एतय हमर कथन जे-

शोधकर्ता सँ अपेक्षित छल जे विभिन्न आचार्यक मत कें समीक्षाकरितथि। जतय कतहु ओहि में समस्या छैक ओकर यथा संभव समाधान प्रस्तुत करितथि। अन्यथा तऽओ शोध पुनर्प्रस्तुतीकरणमात्र अछि जे जनमानस हेतु मात्र भारस्वरूप कहल जासकैत अछि।

एहि उदाहरणक माध्यम सँ हम मात्र एतेक कहय चाहैत छी जे केवल अन्धानुकरण कय अपनप्रतिभाक विकासक मार्ग अवरुद्ध नहिं करवाक चाही। एतय पूर्वाचार्यक प्रति अनादरक भाव नहिअभिप्रेत बुझी। प्रत्येक व्यक्ति के अपन मौलिक चिन्तन द्वारा ओ शोध हो अथवा व्यावहारिक जीवन,जनमानस कें नवीन दशा आओर दिशा देवा में सहयोग करैक चाही। अपन मिथिलाक संस्कृतिकप्रत्यभिज्ञा भेला सँ ई बात सहज रूप में स्पष्ट भय जाइत अछि जे ई माटि कखनहुं अन्धानुकरण के प्रश्रयनहिं देलकैक, अपन खण्डनमण्डानात्मक विधि द्वारा जनमानस के विकास में सहयोग दैत रहल अछि।एकरे परिणाम कहल जा सकैत अछि जे नव्यनाय क उत्पत्ति मिथिला में भय सकल जाहि कारणमिथिलाक संस्कृति आइयो समस्त विश्व में समादृत अछि। अस्तु आशा अछि जे एकर मर्यादा सततराखल जायत।http://sites.google.com/site/bipinsnjha/home

१.कुसुम ठाकुर आ २.हेमचन्द्र झा

१.कुसुम ठाकुर- प्रत्यावर्तन

लल्लन जी हमरा सs किछु नहि नुकाबय छलाह आ नहि हम हुनका कोनो काज मे बाधा दियैन्ह आ कि मना करियैन्ह। हुनका मोन मे अपन माँ पिता जी भाई बहिन के प्रति अपार स्नेह छलैन्ह । माँ केर तs ओ परम भक्त छलाह , माँ किछु कहि देथिन्ह तs हुनकर प्रयास रहैत छलैन्ह जे ओ ओकरा अवश्य पूरा करैथ मुदा एहेन विडम्बना जे हुनकर बीमारी के विषय मे हम माँ के नहि कहि सकलियैन्ह। माँ के मात्र एतवा बुझल छलैन्ह जे लल्लन जी केर बेर बेर बुखार भs जाइत छैन्ह ।

मनुष्य जखैन्ह दुःख मे रहैत अछि तs ओकरा भगवान छोरि और किछु मोन नहि रहैत छैक । ओ अपन दुःख मे ततेक नहि ओझरायल रहैत छैक जे आन किछु सोचबाक ओकरा फुर्सत नहि भेंटैत छैक । लल्लन जी सन व्यक्तित्व केर बाते किछु आओर होइत छैक । अपने बीमार छलाह मुदा दोसर केर विषय मे सदिखैन सोचैत रहैत छलाह । कखनहु कs हुनक एहि तरहक सोच देखि हमहु बिसरि जायत छलहुँ जे ओ बीमार छथि मुदा एहेन कोनो दिन नहि होइत छलैक जे हम राति मे हुनका विषय मे नहि सोचैत छलहुँ ।

हमर तS जेना नींद उरि गेल छल, राति या तS टक टकी लगा कS बितैत छल या नहि तS नोर बहा कS । दोसर तरफ़ मुँह कS हम भरि राति कानैत रहि जाइत छलहुँ। एक तS लल्लन जी बीमार छलाह दोसर हम एहि विषय मे किनको सS नहि कहने रहियैन्ह आ नहि हम ओकर चर्च करैत छलहुँ खास कS बच्चा सब लग तS एकदम नहि । सब सS कष्टप्रद छलS जे हमरा दुनु गोटे के सबटा बुझल छल मुदा हम सब एक दुसरा संग सेहो कखनो एहि विषय पर गप्प नहीं करैत छलियैक । की गप्प करितियैक, कोना करितियैक मुदा एक दिन लल्लन जी केर मुँह सS निकलिए गेलैन्ह आ हमरा पुछि देलाह ।

हमरा ओहिना मोन अछि, हमर मंगल व्रत छल साँझ मे खेलाक बाद हमर माथ घुमय छल हम बिछौना पर आबि कS परल रही लल्लन जी टीवी देखय छलाह किछुए समय बाद ओहो आबि कS हमरा बगल मे परि रहलाह । इ देखि पता नहि हमर मोन आओर बेचैन भS गेल हम मुँह झाँपि कS दोसर दिस घुमि गेलहुँ । ओहि घर मे मात्र हम दुनु गोटे छलहुँ । अचानक लल्लन जीक आवाज कान मे आयल "किछु होइत अछि की, आकि फेर माथ घूमि रहल अछि" । हम किछु नहि बजलियैन्ह, हम ऐना परल छलहुँ जेना हम सुतल रहि, मुदा ओ तS हमर एक एक टा मोनक गप्प बुझैत छलाह तुरन्त कहलाह हम सब बुझैत छी अहाँक मोनक गप्प, मुदा हमरा बाद अहाँ की करब"? बस एतबहि बजलाह आ चुप भS गेलाह । इ सुनतहि हमर माथ जेना सुन्न भS गेल, हमरा किछु नहि फुरायल आ नहि किछु बाजि भेल मुदा हमर आँखि सS नोर ढब ढब खसय लागल आ ओ रुकय के नाम नहि लैत छल । ओहि राति हम पहिल बेर लल्लन जी के सोंझाँ मे हुनका बीमार भेलाक बाद कानल छलहुँ आ भरि राति कानैत रहि गेलहुँ । लल्लन जी केर सेहो एतबा हिम्मत नहि छलैन्ह जे हमरा चुप्प करबितथि ।

लल्लन जी केर बीमारिक किछुए दिन बाद पता चललैक जे प्रभाकर जी (हिनक मित्र श्री पशुपति जी केर सबस छोट भाई ) जे पहिनहिं सँ बीमार छलाह केर किडनी के बीमारी छैन्ह आ हुनका डॉक्टर वेल्लोर लS जेबाक लेल कहि देने रहथिन्ह । ओ सभ जखैन्ह वेल्लोर सS अयलाह तS पता चललैक जे प्रभाकर जी केर दोसर किडनी लगाबय परतैक जाहि मे बहुत पाइक काज परतैक । सब चिंतित छलाह मुदा लल्लन जी अपना दिस सS हुनका लोकनि के आश्वासन देलथिन्ह आ अपने बीमार रहितो एकटा नाटक लिखी कS ओकरा सँग सांस्कृतिक कार्यक्रम केर आयोजन करि ओकर टिकट सँ जे पाई जमा भेलैक ओ प्रभाकर जी केर इलाजक लेल राखि देल गेलैक ।

लल्लन जी केर बीमारिक विषय मे शायद हमरा सँ बेसी वर्णन नहीं कयल होयत मुदा एतबा जरूर छैक हम आब सोचैत छियैक तS हमारा अपनहि आश्चर्य होइत अछि जे ओहि समय मे भगवान पता नहि कोना ओतेक शक्ति देने रहैथ। एक तS हम हुनक बीमारिक विषय मे सुनलाक बादो अपन संतुलन बनेने रही, दोसर सब दिन संग मे रहितहु हम नहि हुनका आ नहि कहियो दोसर के अपन मानसिक स्थिति केर पता चलय देलियैक । मुदा हमर नींद एकदम चलि गेल, सब राति करवट बदलि कSबिताबैत छलहुँ। कैयेक राति

ततेक नहि घबराहट होइत छलऽ जे हम उठि कऽ टहलय लागैत छलहुँ । ताहि पर विडम्बना जे नहि हम किनकहु सऽ लल्लन जी केर बीमारिक विषय मे कहने रहियैंह आ नहि कहि सकैत छलियैक ।

डॉक्टर कहनहीं रहथिन्ह जे हड्डी मे दर्द होयतैंह ख़ास कऽ बाँहि मे। राति मे हम ततेक सम्हारि कऽ सूती, डर होइत छल जे कहीं चोट नहि लागि जायेन्ह। भरि राति दर्द ठीके होइत छलैन्ह आ हम जौं बिसरियो जाइयैक तऽ हुनक दर्द से कुहरैत देखि तुरंत मोन परि जाइत छल । हमरा तऽ जेना आदति भऽ गेल छल हमेशा एक हाथ हिनक बाँह पर धऽ कऽ धीरे धीरे दबाबैत रहैत छलियैक ।

कहबी छैक "डूबते को तिनके का सहारा "। हमरा जहिना कतहु पता लागय जे कोनो नीक डॉक्टर छथि चाहे ओ होम्योपैथी हो व आयुर्वेदी हम कोसिस करी जे लल्लन जी के देखा दियैक । लल्लन जी केर बीमारी के विषय मे मात्र बिनोद जी के सबटा बुझल छलैन्ह । हुनाका पता चललैंह जे कोनो होम्योपैथी डॉक्टर बनारस मे छैक आ ओ कैंसर तक केर इलाज करैत छैक अपने डॉक्टर आ नीक डॉक्टर रहैत ओ बनारस गेलाह आ हिनका लेल होम्योपैथी दबाई आनलथिन । डॉक्टर कहने छलैक जे एक दम समय पर दबाई देबाक छैक आ हर तीन तीन घंटा पर दबाई देबाक छलैक । हम हर तीन घंटा पर दबाई दियैक आ राति मे सेहो घड़ी मे अलार्म लगा लगा कऽ दियैक । ओना तऽ हमरा नींद नहि होइत छल, मुदा कहीं नींद लागि गेल आ दबाई छूटि नहि जाय से सोचि अलार्म लगा लियैक , मुदा भगवान तहियो नहि सुनलाह। एक दिन पता नहि कोना भोरका पहर ३ बजे दबाई देबाक छल मुदा हमर आंखि लागि गेल आ अलार्म सेहो नहि बाजलैक । भोर मे हरबरा कऽ उठलहुँ आ उठला पर हमरा ततेक अफ़सोस भेल भरि दिन कानैत रही गेलहुँ । नहि भरि दिन खेबाक इच्छा भेल आ नहि कोनो काज मे मोन लागय । साँझ मे लल्लन जी हमरा बहुत समझेलाह आ कहलाह एक बेर किछु देरी सऽ दबाई देला सऽ किछु नहि होयतैक । खैर दबाई तऽ जतबा डॉक्टर कहने रहैन्ह ततेक पूरा खेलाह आ ओहि दिन केर बाद कोनो दिन एको मिनट देरी सऽ नहि देलियैन्ह । किछु दिन बाद पता चललैक जे ओ डॉक्टर बेईमान छलैक आ ओ दबाई मे steroid मिला कऽ बेचैत छलैक ।

एक दिन लल्लन जी केर ऑफिस मे एक गोटे सँ पता चललैन्ह जे पूना मे एकटा बहुत पुरान डॉक्टर छथि ओ एहि बीमारिक इलाज करैत छथि । बस हम सब पूना जएबाक अपन कार्यक्रम बना लेलहुँ । हमर बड़का बेटा पुत्तु, ओहि बेर पूना मे नाम लिखेने छलाह ओ अपन सामन लेबय ले आबय वाला छलाह , तय भेलैक जे ओ आबिये रहल छथि हुनके सँग पूना जायल जेतैक ।

हमर सब केर पूना जेबाक तैयारी होइत छलैक एहि बीच मे लल्लन जी केर मोन किछु बेसी ख़राब

भऽ गेलैन्ह । जमशेदपुर केर अस्पताल मे भरती भेलाह । पता चलैक जे फेर खून बहुत कम छलैन्ह , डॉक्टर खून चढेबा लेल कहलैंह आ विचार विमर्श के बाद भेलैक जे एहि बेर टाटा मेमोरिअल refer कऽ रहल छैन्ह कियैक तऽओहि ठाम डॉक्टर अडवानी छथि जे कि भारत केर सब सँ नीक oncologist छलैथ । डॉक्टर सब अस्पताल सँ छोरय समय refer कऽ देलथिन्ह । आब हम सब तय केलियैक जे बम्बई तक पुत्तु सँग हम सब जायब आ ओहि ठाम देखेलाक बाद पूना सेहो जायब । पुत्तु के सेहो देखि लेबैन्ह कोना रहैत छथि आ पूना वाला डॉक्टर सऽसेहो देखा लेबैक ।

हम सब पुत्तु के सँग बम्बई गेलहुँ ओहि ठाम हमर तेसर बहिन केर घरवाला, हेम जी सेहो अयलाह डॉक्टर अडवानी सऽ देखायल गेलैक । डॉक्टर अडवानी केर हिसाबे दबाई ठीके चलय छलैक मुदा ओ किछु और दबाई देलाह आ एक साल के बाद अयबाक लेल कहलाह । खैर हम सब डॉक्टर स देखा पूना चलि गेलहुँ आ दोसर दिन भोर मे डॉक्टर केर पता लऽ खोजय निकललहुँ । पता जे छल ताहि पर पहुँचि तऽ गेलहुँ आ डॉक्टर अपनहि निकलल मुदा ओकर व्यवहार आ बात करय के ढंग तेहेन छलैक जे बुझायल जेना हम सब भिखमंगा होइ । ओ हमरा सब के एकटा पता बतेलैथ आ इ कहि भगा देलैथ जे ओहि ठाम जाऊ मरीजक इलाज ओहि ठाम होइत छैक इ हमर घर अछि । खैर हम सब खोजैत पहुँचि तऽ गेलहुँ, ओहि ठाम डॉक्टर बहुत समय रुकलाक बाद भेंटलथि आ इहो पता चलल जे असल मे डॉक्टर ओ व्यक्ति छलाह जिनका ओहि ठाम हम सब पहिने गेल छलहुँ आ पहिने ओ घर पर देखय छलाह । इ हुनक एकटा सहायक डॉक्टर छथिन्ह । खैर लल्लन जी एकदम देखाबय लेल तैयार नहि छलाह तथापि हम हुनका मना कऽ देखाबय लेल तैयार केलियैंह । जखैन्ह डॉक्टर सऽपुछलियैन्ह जे कतेक समय लागत तऽ ओ इम्हर उम्हर करैत छल आ मात्र एतबा कहलैथ बैठिये अभी समय लगेगा आ सब किछु संदेहास्पद बुझाइत छल । लल्लन जी इशारा दऽ हमरा अपना दिस बजेलाह आ कहलाह चलु हम एहि ठाम नहि देखायब । हम कतबहु कहलियैन्ह नहि मनलाह आ हम सब बिना देखेनहि वापस भऽ गेलहुँ ।


२.हेमचन्द्र झा

कथा

# गोनू झाक पंचैती

गोनू झा आ चोरक लुका-छिपी बहुत दिन धरि चलैत रहल । चोर सभ ठकायल, पिटायल आ पकड़ायल तथापि हारि नहि मानलक । एक बेर गोनूक घर मे हाथ लागि गेला सँ धनक जे आशा रहैक से तँ रहबे करैक, सभ सँ बेसी चिन्ता रहैक गोनूक हाथें बेर-बेर भेल अपमानक बदला लेनाई । चोर सभ साँझ आ राति मे जा कऽ छका चुकल छल या पकड़ा चुकल छल । भेष बदलि कऽ साँझे पहुँचला सँ सेहो किछु लाभ नहि भेलैक आ एहि चक्कर मे गोनूक बाड़ी तमनाई सँ लऽ कऽ हुनकर गहूम धरि पटा चुकल चल । आब एके टा उपाय छलैक जे कोनो दिन गोनू देरी सँ घर आबथि आ ता सबेरे सकाल हुनका घर मे हाथ साफ कऽ देल जाय । चोर सभ एहि दिशा मे काज करब आ सियाइडी लेब शुरू कऽ देलक ।

एमहर गोनू आई-काल्हि राज दरबार मे काजक अधिकता सँ विलम्ब सँ घर अबैत छलाह । चोर सभ एही ताक मे रहय । ताहू मे एकटा रिस्क रहैक जे तँ एमहर घर मे पैसी आ ओमहर गोनू हाजिर भऽ जाथि तखन की होयत । एके टा उपाय रहैक जे येन-केन प्रकारेण घर वापस अबैत काल गोनू कें भांगक बहाने रोकल जाय आ ओमहर किछु चोर मिलि के हुनका घर मे तावत हाथ साफ कऽ दैक । सैह योजना बनल । एहिना एक दिन गोनू कने अबेर दबा के घर अबैत रहथि । ओ सभ दिन भांग चढ़ा कें घर आबथि आ ओहि दिन अबेर हेबाक बादो रस्ता मे एक गोटाक आग्रह पर भांग पिबाक लेल बैसि गेलाह । ओ भांग पिबाक लेल बैसले छलाह कि किछु अपरिचित चेहरा सभ कें देखलनि जे ओतय आबि के बैसि गेल आ हुनका आग्रह पर आग्रह करय लगलनि । गोनू कें ई बुझबा मे भांगठ नहि रहलनि जे एहि मे किछु चालि जरूर छैक ।

एमहर राति बितैत जाईक । गोनू कें एकाएक घरक सुरक्षाक धेआन एलनि । घर मे पत्नी असगरे चलखिन आ ताहू मे ओहि दिन हुनकर व्रत रहनि । मिथिलाक नारी पति कें बिनु खोएने खईतथि कोना, बड़ी राति धरि गोनूक इंतजार करैत रहलीह । हारि कें तमसा कें हुनक पत्नी खा लेलीह । तत्पश्तात पत्नी सूति रहलीह । तामस तँ रहबे करनि आ ताहि द्वारे भरि पेट खाईयो ने सकलीह तथापि कहुना कें अन्ठा-पन्ठा कें सूति रहलीह, ई निश्चय करैत जे आई भरि राति गोनू कें बाहरे ठाढ़ रखतीह ।

गोनू कें जहन सभटा माजराक आशंका भेलैन तँ ओ झूठ-मूठ तुरंते नशा चढबाक बहाना केलनि आ ओतय सँ चलि पड़लाह । चोर तँ सोचने छल जे जा गोनू नशा मे मत्त घर पहुँचताह ता हुनक संगी सभ हाथ साफ कऽ देत । ओमहर गोनूक घरक अगल-बगल छूपल चोर हुनका पत्नी कें सूतल देखि सेन्ह काटि घर मे ढूकि गेल आ ई अकानय लागल जे हुनक पत्नी नीक जेकाँ सूति रहलीह वा नहि । ओमहर गोनू भांग पीबि दौगले घर पहुँचलाह आ लगलाह केबाड़ कें जोर-जोर सँ पीटय । बड़ी काल बाद पत्नी घर खोललीह आ बरसि पड़लीह गोनू पर । गोनू घर मे प्रवेश कयला तँ हुनका ई बुझबा मे भांगठ नहि रहलनि जे आई फेर चोर सभ हमरा घर मे आबि गेल अछि । ओमहर चोरक संकट आ एमहर पत्नीक संभाषण । गोनू कने

काल धरि शांत रहलाह आ चोर कें पकड़बाक योजना पर विचार करय लगलाह । ता धरि पत्नीक संभाषण चालूये छल । कनेक काल शांत रहलाक बाद गोनू बरसि पड़लाह पत्नी पर ।

फेर की छल, दुनू दिस सँ वाक्‌युद्ध होमय लागल । राति कने बेसी बीति गेल रहैक । लोक सभ घरे-घरे सूति रहल छल । तथापि गोनू आ हुनक पत्नीक आवाज सूनि सभ कियो जमा होइत गेल । धीरे-धीरे पूरा टोलक लोक जमा भऽ गेल । आब चोर सभ बेस फेर मे पड़ल । आब भागियो नहि सकैत छल । हारि कें ओ सभ दम साधि कें बैसल रहल ।

लोकक जमा भऽ गेलाक बादो गोनू आ हुनक पत्नीक वाक~युद्ध चलिते रहल । लोक सभ बीच मे गोनू कें चुप कराबय चाहलनि । तथापि ओ बजलाह जे ई हमर घरक मामिला अछि अहाँ सभ जाउ । तथापि भीतर सँ पत्नी एकर प्रतिवाद केलखिन जे टोलक लोक सभ आई एहि झगड़ाक पंचैती कऽ कें जाउथ । झगड़ाक क्रम मे गोनू बाहर रहथि आ हुनक पत्नी घरक अंदर । ओ घरक अंदरे सँ एहि बात पर जोर देलनि जे आई एहि झगड़ाक पंचैती भऽ कऽ रहय । अंत मे टोलबैयाक आग्रह पर दुनू गोटे शांत भेलाह आ पंचैती पर रजामंदी देखेलैन । तथापि गोनू कहलखिन जे अहाँ मे सँ कियो शुरू सँ हमरा लोकनिक झगड़ा देखलौंह अछि जे पंचैती करब । जाउ एहन व्यक्ति कें बजा कें लाउ जे शुरू सँ हमरा लोकनिक झगड़ा देखने हो ओएह उचित पंचैती कऽ सकैत अछि ।

गोनूक ई गप्प सूनि सभ अवाक् रहि गेल । बड़ विकट समस्या छल । सत्ते टोलबैया मे सँ कियो शुरू सँ दुनू गोटाक झगड़ा नहि देखने छलाह । तथापि कियो बजलाह - गोनू बाबू एहन पंच तँ नहि भेटत । अहाँ दुनू गोटे अपन-अपन बात रखियौक आ ताही आधार पर पंचैती हेतैक । तथापि गोनू बजलाह जे जँ हम एहन लोकक पता बता दी जे शुरू सँ हमरा सभक झगड़ा देखलक अछि, तँ ओकर बात अहाँ सभ मानबैक? एहि पर लोक सभ तैयार भऽ गेल । गोनू इशारा केलनि लोक कें जे घरक दक्षिण-पश्चिम कोन पर चारि-पाँच टा पंच छथि । हुनके सभ कें पकड़ि के आनू ।

लोक सभ बूझि गेल गोनू बाबूक चालि आ फेर पकड़ा गेल चोरबा सभ सीने पर । सभ कियो मीलि खूब पीटलनि चोरबा कें आ ओ सभ येन-केन प्रकारेण कुहरैत-हुकरैत अपन घर पहुँचल आ गोनूक घर मे चोरि करबाक सपनाक तिलांजलि दऽ देलक ।

(इ खिस्सा स्मृति पर आधारित अछि)


दयाकान्त

समीकरण

रामसेवक के विधान सभा मे टिकट भेटब तय अछि, ५० सालक मेहनत कायल छलैक, सब वर्ग मे नीक पैठ छैक पूरा क्षत्र क ऽ मे ईहा एकटा एहेन उमीदवार अछि जाकर जीत लगभग तय छैक | दोसर पार्टी वाला सब बड़ प्रलोभन देलकैक जे हमरा पार्टी मे चली आ हम पार्षद हम राज्य सभा सदस्य बना दैत छियैक मुदा टस से मस नहीं भेल अप्पन पार्टी के लेल निस्वार्थ सेवा करैत रहल जाकर परिणाम छैक जे आई जीताब लगभग तय छैक |

समाचार पत्र मे जखन नामक घोषणा भेल ते रामसेवक के नाम नहीं रामगुलाम के नाम छलैक आहिरेबा! ई की भय गलैक रामगुलाम ते जेल मे छैक ओकर साख ते क्षेत्र मे बहुत ख़राब छैक तखन ओकरा टिकट कियाक भेटलैक | एतबे मे रामुद्दीन बाजि उठल तु सब किछु नहीं बुझैत छिहिन रामगुलाम काल्हिये जेल स ऽ छूटी के एलैक " ओही से की हेतैक ओकरा के वोट देतैक ओ कते के मर्डर केलक" फेर बेबकूफी वाला बात ओ सब केस मे बड़ी भय गलैक एतय जाति समीकरण चलैत छैक ताहि द्वारे ओकरा टिकट देल गेल, संगही ओकरा सन दबंग नेता क्षेत्र मे और के अछि

बहुत दिनका बाद मंत्रीजी अप्पन क्षेत्र आबि रहल छलाह | शिक्षा मंत्री बनलाक बाद शायद पहिल बेर अप्पन गाम आ क्षेत्र जेवाक मोका भेटलैन, पहिने जखन विधायक छलाह तखन ते कहियो काल बाज़ार मे दर्शन भऽ जायत छल मुदा आब ते दर्शन दुर्लभ भऽ गेल | बहुत बेलना बेललाक बाद मंत्री बनलाह | क्षेत्रक लोक के मन बहुत खुश भेलैक जे आब हमरो सबहक गाम मे स्कूल खुजत, विकाश होयत |

फार्मुला

मंत्रीजीक काफिला बहुत करीब १५-२० टा गाड़ी छल, मंत्रीजीक गाड़ी बिच मे सजल धजल फूलक माला से लदल छल | ओही गाड़ी मे मंत्रीजीक संग हुनकर सचिव सेहो बैसल छल, सबकियो आराम सऽ जा रहल

छलैथ की गाड़ी एकाएक सड़क पर रुकी गेल| रोडक कात मे किछु लोक हाथ मे फुलक माला लऽ मंत्रीजीक जयकार कऽरहल छल एक आदमीक हाथ मे एकटा कागज पर आवेदन पत्र छल आ ओ आवेदन पत्र मंत्री जी देबय चाहैत छल ओकरा सबहक मांग छल जे हमरा गाम एकटा मिडिल स्कुल हेवाक चाही| कियाक ते अहि गाम मे कोनो स्कुल नहीं अछि बगल के गाम मे धारक ओही पार जे स्कुल छैल ओही मे लड़का सब ते कुनु तरहे स्कुल चलि जायत अछि मुदा लड़की सब नहीं जा पबैत अछि|पुलिस वाला मंत्री जी सऽ मिलेवाक लेल तैयार नहीं छल जकर बिरोध केला पर ओकरा सब पर पुलिस डंडा बरसाबय लगलैक|

"अहाँ पुलिस के मना करियो आ आवेदन पत्र के मंजुर कऽ लियो अखन सरकार लग फंड छैक आ ओकर कहब छैक जे हरेक पंचायत मे एकटा स्कुल हेवाक चाही" सचिव बाजी उठलाह, मंत्रीजी आँखी लाल पियर करैत बजलाह "अहाँ बेबकुफ के बेबकुफ रही गेलहु पढला लिखला से किछु नहीं होयत, हम मंत्री छि आ अहाँ हमरा सिख्बैत छी अहाँ के पता नहि अछि जे अखन वोट के तीन साल छैक अखन यदि मंजुर कऽ देबैक ते इलेक्शन मे सब बिसरी जतेक ई सब काज वोट से छः महिना पहिने सुरू कायल जायत छैक"



मिथिला कवि कोकिल विद्यापति

- गोपाल प्रसाद

मिथिलाक भूमि अत्यंत प्राचीन कालसँ बौद्धिक क्रियाकलाप आ विवेचन (तर्क-वितर्क) लेल विख्यात अछि । एहि ठामक मैथिली भाषा बड्ड ललितगर अछि सम्प्रति सभ भाषामे अनेकानेक विधाक अन्तर्गत प्रचुर विकास भ' रहल अछि । मैछिली एहि दौड़ में पछुआएल नहि अछि । पद्यक क्षेत्र मे महाकवि विद्यापति अमर छथि एहि आलेख मेम साहित्य अकादमी द्वारा प्रकाशित विद्यापतिक जीवनी कँ संक्षिप्त अंश पाठक लोकनिक लेल प्रस्तुत अछि- ‘‘विद्यापति भारतीय साहित्यक एकटा अत्यंत उत्कृष्ट निर्माता छलाह । जाहि कालमे संस्कृत समस्त आर्यावर्त्तक सांस्कृतिक भाषा छलि, ओ अपन क्षेत्रीय बोली कँ मधुर आ मनोरम काव्यक माध्यम बनौलनि आ साहित्यक भाषा जेकाँ ओहिमे अभिव्यक्तिक क्षमता जगा देलनि । ओ एकटा नव ढ़ंगक काव्य-परंपराक आरंभ कयलनि जे उनका लेल अनुकरणीय भेल आ आर्यावर्त्तक एहि भागक एहन कोनो साहित्य नहि अछि जे हुनक प्रतिभा आ रचना कौशलक गंभीर प्रभाव क्षेत्रमे नाहि अबैत हो । ओ उचिते मैथिल कोकिल अथवा मिथिलाक कोयल कहल गेलाह अछि कारण जे हुनक कल-कूजन सँ आधुनिक पूर्वोत्तर भारतीय भाषा

डर सँ सटकल अछि
नहि बाँचल एकोटा माल-जाल
आयल ऐहन काल
नहि बाँचल एको घरक चार
डूबि गेल पूरा परिवार
बाँचल अछि वंशक टीका एकमात्र
तीन बरखक पोता
ओकरो कोना बचेताह
नीचा अछि तेज जलधार
ऊपर अछि फणिधर तैयार
शख्त शाखा पर पाइर सम्हारि
एक हाथ सँ धेने डारि
दोसर हाथ सँ पोता कँ बाँहि
कपार पर बाजय कौआ काँय-काँय
गाछक पत्ती सभ साँय-साँय
साँप ससरल बकोली दिश
ओकरा आँखि मे भरल अछि रिस
ओ ताकि रहल अछि बाढ़ि दिश
सर्प निकट फोंफकारि रहल अछि
बकोली थर-थर काँपि रहल अछि
हड़बड़ी मे हाथ ढील भऽ गेल
डूब्बा पानि मे पोता गिर गेल
बकोली कँ भाग्य फूटि गेल
आब ओ कोना जीअत
फाटल मन कँ कोना सीअत
बाढ़िक पानि गोंगिया रहल अछि
बिरिछ पर बकोली बोमिया रहल अछि।

चारिम चित्र- (जनशून्य मे मुईल- माल-जाल, जीव-जन्तुक लहासक ढेरी।)

एकसरि
अर्धनग्न स्त्री
परिश्रान्त

मुख क्लांत
बैसल अछि धारक कात
देह स्नात
जिअत अछि कि मुइल
साइत सोचि रहल अछि इएह बात
एखनहि निकलल अछि
संघर्ष कऽ बाढ़िक धारा सँ
बहराएल हो जेना कठिन कारा सँ
नहि अछि सुधि अपन देह कँ
न गेह कँ
अर्ध चेतन मे डूबल
कि बाजि रहल अछि से नहि जानि
टप-टप
देह सँ चूबि रहल अछि पानि
दूई गोट भक्षक जेकाँ जेकाँ रक्षक
पहुँचि गेल अछि पास
देह सँ चुबैत जल देखि
ओकर बढ़ल जा रहल पियास।

पाँचम चित्र- (कतौ-कतौ उँचगर ढूह पर बाढि सँ बचल लोक सभ बताह जैँका एक दोसर दिष तकैत।)

उँचगर बाँध पर
बाढ़ि सँ बाँचल लोक
सभकँ माथपर नाचैत शोक
आठ बरखक छौंड़ी
धेने अछि एक गोटेक गोड़
आँखि सँ बहैत अछि नोर
“हमर माय-बाप हेरा गेल
भैया पानि मे घेरा गेल
हओ बाप कतऽ जाएब
कतऽ रहब आब कि खायब”
आँखि गुआरि बाजल ओ

"हमर परिवारक तँ अछिए न कोनो ठेकान
ऊपर सँ कऽ रहल छँ तु छान बान्ह
धीरज धर गे अभागल
नऽ तऽ भऽ जेबें निष्चय पागल।"

छठम चित्र- (राहत शिविर। कात-करोटमे ठाढ़ लोक सभ जेना प्राणविहीन भेल।)

ओ स्त्री अछि
कि अस्थिपंजर मात्र
शिशु कँ सटौने अपनहि गात
बड़-बड़ा रहल अछि कात हिं-कात
राहत कर्मचारी कऽ रहल काम
ऑफिसर पुछैत अछि कि भेल नाम
ओ कहैत अछि-
हमर बच्चा बेराम
करम भेल बाम
गिलासक घोरल सतुआ चाटि
लेलहुँ काटि
हम तीन दिन
गिन-गिन
नहि अएलाह कोनो सरकार
केकर करब हम जय-जयकार
हमरा पूरा अछि-षक
तू छहक असली ठक
कियक कहैत छहक
खा ले सबटा सतुआ एकेबेर
साँझ मे आबि जेतौ राहत
सेरक-सेर
एखनहि खा 'कँ' जान बचा
सरकारक मान बचा
खा ले भरिपेट प्राण बचा
तिन दिन नहि आयल
आब कि आयत

अपन पेट भरत कि हमरा खिआयत
हेओ सरकार अपरम्पार
हम ओहिना नहि फानैत छी
सब किछु जानैत छी
जखन तक सतुआ, तखन तक आस
सधि जाइत सतुआ तँ भऽ जाइत विनाष।

(अन्तमे)

जीनगी जीनगीक कथा बाँचि रहल अछि
भूत भविष्यक छाँह नाचि रहल अछि
काल इतिहास कँ बाँचि रहल अछि
अवगुण आब गुणकँ झाँपि रहल अछि
सरकार दुःखकँ नापि रहल अछि।


उमेश मंडल

परिछनक गीत

(1)

षिव छथि जागल लागल दुआरी हे बहिना, षिव छथि लागल दुआरी।

इन्द्र चन्द्र दिक्पाल वरुण सभ, चढ़िश्चढ़ि निज असबारी।

साजि बरात हेमन्त घर आयल, नगर शोर भेल भारी। श् षिव...

पुरहित ब्रह्मा चारु मुख लय, वेद ऋृचा उचारी।

दाढ़ी झुलबैत अगुआ नारद, ब्राह्मण वीणा धारी। श् षिव...

परिछय चलली माय मनाइनि,लय कंचन दुइ थारी। श् षिव...

पटकि आरती घर के पड़ली, नाग छोड़ल फुफकारी। श् षिव...

योगन गण मण्डप बीच आयल, भरि गहना पेटारी।

तखन ससरि मण्डप दिषि आयल, देखल सब नरश्नारी। श् षिव...

हरहारा के काड़ा, पहुँची पनिया दरारी।

ढ़ोढ़क जोसन सुगबा के मुनरी, मनटीका मनिहारी।

ढ़ोरक करेत आ अजगर, अधसर के पटसारी।

धामन करधन गेडुली गहुमन, नागक नथिया भारी। श् षिव...

जेहने बर तेहने बरियाती, तेहने गहना सारी।

षिव छथि लागल दुआरी, हे बहिना षिव छथि लागल दुआरी।

(2)

चलु सखि सब देहरि पर साजू डाला पान हे।

आनि ठक बक दीप लेसू परिछु सीताराम हे।

हरखि चलू बरियात बरियात आयल राज भवन समीप हे।

आइ अछि बड़ भाग हे सखि राम दरषन देल हे।

(3)

सीता करथि बिलाप तन थरश्थर काँप।

धनुषा केओ नहि तोरल जनकपुर मे।

आब हम रहब कुमारि घर बैसल हिय हारि,

बिनु पुरषक नारि जनकपुर मे।

घर मे बैसब आब जाय, अपन वयस गमाय।

मरब जहरश्बिख खाय, जनकपुर मे।

(4)

घीरेश्घीरे चलियौ दुलहा अंगना हमार हे।

अंगना मे होयत दुलहा विधि व्यवहार हे।

सरहोजि दाइ लेती नाक पकरि हे।

लग कनी अबियौ दुलहा लाज बिसारि हे।

धुनेष के झाँपल मुँह करियौ उधार हे।

सिताजी के माय सुनयना आरती उतारु हे।

कपड़ा उतारै कालक गीतश्

माइ हे नाक दबाय वरके जाँचू बहिना।

दाइ हे योगी छथि कि भोगी से बुझबनि कोना?

कपड़ा निकालि बनी देखियनु बहिना।

दाइ हे रोगी छथि कि भोगी से बुझवनि कोना?

माइ हे हाथ पैर नीक जकाँ जाँचू बहिना।

हाथ पैर ठीक छनि कि नहि से बुझवनि कोना?

घुमाय फिराय वर के देखियनु बहिना।

माइ हे नांगर छथि कि ठीक से वुझबनि कोना?

दाइ हे बजाय झुकाय बरके देखियनु बहिना।

पण्डित छथि कि मूर्ख से वुझबनि कोना?

पाग उतारै कालक गीतश्

जे एहि बर के आंगन अनलनि हुनका देवनि गारि हे।

धोती पहिरक लूरि ने हिनका पाग खसल जाय हे।

देह परहक वस्त्रो जे छनि सेहो अनलनि माँगि हे।

ठक बक किछुओ नहि चिन्हथि हिनका देबनि फेरि हे।

अक्षरक ज्ञान कनियो ने हिनका नित करथि चरबाहि हे।

मूसे कवि इहो पद गेलनि गौड़ीक बड़ दिअमान हे।

चतुर घटक इहो वर अनलनि हिनके दियनु वियाहि हे।

नाक धरक गीतश्

सिर स पाग उतारल काँख दबाओल हे।

लय डोपटा गिरमोहार नाक धय आनल हे।

दुधहि चरण परवारल निहुरि निहारल हे।

हिनको परिछि घर आनल परिछि देखओल हे।

ठक बक चीन्हक गीतश्

चलूश्चलू दुलहा अंगना हमार यो।

अंगना मे होयत दुलहा विधि व्यवहार यो।

ठक के कहलनि दुलहा माटिक मुरुत यो।

दुलहाक माय केहन छिनारि इहो ने सिखेलखिन हे।

हुनकर काकी केहन छिनारि इहो ने सिखेलखिन हे।

बेसन के कहलनि दुलहा घाटि यो।

दुलहाक पीसी केहन छिनारि इहो ने सिखेलखिन यो।

भालरि के कहलनि दुलहा केरा के पात यो।

दुलहाक बहिन केहन खेलारि इहो ने सिखेलखिन यो।

मूज के कहलनि दुलहा इ थीक कोर यो।

हिनकर पितामही केहन खेलारि इहो ने सिखेलखिन यो।

आंगन जायकालक गीतश्

चलु धीरे धीरे ललन ललीक अँगना

ई अंगना नहि बुझब अवध के

दौड़ल चलब मन मानत जेना। चलु.....

गमकैत फूल कियारी लागल

हीरा पन्ना गमला साजल

बेली चमेली गुलाब दोना। चलू....

एहिना फुल रहय मिथिला मे

बारहो मास ओ तीसो दिना। चलू....

देखथि दुलहा ठाढ़ अँगना। चलु....

अठोंगर कुटै कालक गीतश्

हम धनमा कुटैब एहि बरबा से।

घुरि फिरि आयल अवधबा से।

की बहिया की नृपति बालक।

बुझबनि उखरि मूसरबा से।

घुमि घुमि धान कुटै छथि बालक।

विवष भेल बेवहरबा से।

चैदह भुवन ई अनका बन्है छथि।

आइ बन्हियनु काँच डोरबा से।

स्नेहलता ई गाओल अठोंगर।

रानी बिलोकति घरबा से।

नैनाश् योगिनिक गीतश्

पहिल योगिनिया तोहे अपन सासु हे।

आब दुलहा भेलहा योगिनिया बसी हे।

आलरिश् झालरि कन्ह कारु सिर बेनिया हे।

गीत स पहिनक फकड़ा

थिकौ बंगालिनि बसी, बंगला सुरपुर स आयल छी

सूखल नदिया नाव चलाबे, बिन लेसन के दधि जनमाबे।

चुलहिक पुत्ता सारि उपजाबे, कोठी पर जे बड़द नचाबे।

कन्या निरीक्षण कालक गीतश्

देल आमक पल्लव आमक पल्लव हे।

चिन्हू बाबू चिन्हू घनि, अपन चिन्हि जुनि भूलव हे।

रघुकूल के एक रीति, तकर सुधि राखब हे।

आहे! हेरथि नहि परनारि, से तखनहि जानब हे।

चारु ललन चित्त चंचल करे डगमग हिय हे।

आहे! आजु असल थिक जाँच नृपति घर आयल हे।

यद्यपि चारु कुमार कुलक पति(पैत) राखल हे।

सब सखि देल हकार ललन कहि राखल हे।

एहि अवसरक फकड़ाश्

काँच बाँस काटि के, बंगला घर छाड़ि के, दहिन लट झाड़ि के.

वाम छथि कनियाँ दहिन छथि सारि, उठाउ प्रथम वर हृदय विचारि।

जौं नहि चिन्हब अप्पन नारि, हँसती सखी सब थपड़ी पाड़ि।

आम महु विवाहक गीतश्

उठु उठु कामिनि छोड़ह लाज,

द्वार लागल छथि पाहुन समाज।

आयल दषरथ साजि बरियात,

फुलह फलह सखि नव जल जात।

मन जे आँकल गेल तुलाय,

सुनतहि सीता गेली फुलाय।

गद्‌गद स्वर बड़ होइछ लाज,

आजु देखत मोहि ससुर समाज।

धोबिनक सोहागश्

धोविनक बेटी झट दहिन सोहाग गे

राजा जनकजी के एक गोट बेटी।

सिन्दुर पिठार लय मुँगरी पुजबही,

लय धो दहिन सोहाग गे। धोबिन...

गुर चााउर लऽ मुँह मे खुअबही

कोचा धो दहिन सोहाग गे। धोविन....

सुकुमारि धिया के सोहाग दही ने,

खय के देबौ चूड़ा दही।

पहिरय के देबौ सायाश्साड़ी

जेवर देबौ लटकाय। सुकुमारी....

देबौ मे देबौ गाय महिसबा,

जोड़ा बड़द देबौ हकाय। सुकुमारी....

बेदी घुमय कालक गीतश्

(1)

गरदनि बान्हल चदरिया आगूश्आगू सिया माई।

करथिन मण्डप परिकर्मा हे दुलहा और भाई।

बसहा जकाँ सभ घुमथिन हे न चलय प्रभुताई।

गाबथि मंगल गाइनि हे सब मंगल छाई।

हँसी अली मुसकाथि छनहि देथि पीहकारी।

से सुनि हँसि कऽ जमाय हे देल परिक्रमा सारी।

(2)

नहु नहु दुलहा चलै छथि कोना।

जेना कल्हुआ के बरदा घुमै जेना।

बड़द के उपमा हुनका देलियनि कोना।

माई हे चैरासीक फन्दा मे पड़लनि जेना।

डेग नमहर कऽ दुलहा चलै छथि कोना।

माई हे खुट्टा स बड़दा खुजै जेना।

बरदाक उपमा हुनका देलियनि कोना।

माई गे चैड़ासीक फन्दा मे पड़लनि जेना।

अंगना मे ठाढ़ दुलहा लगै छथि कोना।

जेना अंगना मे मेह गाड़ल हो जेना।

मेहक उपमा हुनका देलियनि कोना।

जेना चोरासीक फन्दा मे पड़ला जेना।

कहथि सिनेहलता चलब कोना।

माई गे आंगुरक इसारा देब जेनाश्जेना।

कन्यादान कालक गीतश्

कोनहि कुल मे सीता जनम लेल, कौनहि कुल श्रीराम हे।

कौनहि आगे माइ वेद उचारल कौनहि कैल कन्यादान हे।

राजा जनक घर सीता जनम लेल दषरथ घर श्रीराम हे।

नारद ब्राह्मण वेद उचारल जनक कयल कन्यादान हे।

राजा जनक देल हीरा मोती सोनमा आओर देलनि धेनु गाय हे।

रानी सुनयना देल सीता सन बेटी राम लेल अंगुरी लगाय हे।

कहमा छुटल सुपति मौनियाँ कहमा जनक ऋृषि बाप हे।

कहमा छुटल माय सुनैना जिनका झहरनि नोर हे।

अंगनहि छुटल सुपति मौनियाँ दुआरे जनक ऋृषि बाप हे।

मंदिर छुटल माय सुनैना जनिका नैन नोर हे।

सिनुरदान गीतश्

पाहुन सिन्दुर लिय हाथ, सर सुपारीक साथ।

सिता उधारल माथ सिन्दुर लिय अय।

सुन्दर बितै अछि लगन, अहाँ धनुष कयल भगन।

सब आनन्द मगन, आषिष दिय अय।

रघुबर सिर शोभनि मौर, सीता नित पूजथि गौर।

आइ पूरल मनोरथ नरपति होय लय।

महिमा दुनूक अनूप, सब आनन्दित भूप।

आइ पूरल मनोरथ आनन्दित होय लय।

लावा छिटबा कालक गीतश्

मैना देखहुँ जाय,

त्रिभुवन पति भेल अहाँक जमाय।

षिव गौरी मिलि लावा छिड़िआय।

भूखल वासुकि बिछिश् बिछि खाय।

सोनाक बट्टा भरि घोरल कसाय।

उमत सदाषिव भसम लोटाय।

जटा मे देल अंकुसी लगाय।

झिकतहि सुरसरि गेलि बहराय।

विआहक गीतश्

मचिया बैसल तोहे राजा हेमन्त ऋृषि, सुनू अहाँ बचन हमार यो।

गौरी कुमारि कते दिन रहती, ई नहि उचित विचार यो।

एतबा वचन जब सुनल हेमन्त ऋृषि, पंडित अनलनि बजाय यो।

आबथु पंडित बैसथु पलंग चढ़ि, मुनि देथु धीया के विआह हे।

एक पोथी तकलनि दोसर पोथी तकलनि, तेसर मोथी तकलनि पुरान यो।

ओहि रे जंगल मे योगी एक वसै छथि, तनिके संग धिया के विआह यो।

अरही वन के खड़ही कटाओल, वृन्दावन बिट बाँस यो।

देव पितर मिलि माड़व ठानल, होबय लागल धिया के विआह यो।

एक दिस बैसला नारद ब्राह्मण, दोसर दिषि गौरीक बाप यो।

बाघक छाल पर वैसला महादेव, होअय लागल धिया के विआह यो।

कन्यादान कय उठला हेमंत ऋृषि, मोती जेंका झहरनि नोर यो।

किए जे खेलौ बेटी किए पहिरलौ, कथी ले भेलहुँ वीरान यो।

खीर जे खेलौ बाबा चीर पहिरलौ, सिन्दुर लै भेलहुँ वीरान यो।

देहरि छेकक गीतश्

छोड़ब नहि दुआरि सुनियौ रघुनन्दन।

जौं रघुनन्दन चलला कोवर घर सरहोजि छेकल दुआरि।

नेग बिना दय पैर बढ़ायब देब गारि हजार यौ, सुनियौ रघुनन्दन ...

पाँच पदारथ हरि जीक संग मे एक सरहोजि एक सारि यौ, सुनियौ...

जौं नहि देता सात पदारथ बेचता बहिन भाय यौ। सुनियौ....(अगिला अंकमे)

कल्पना शरण

**शीतल बयार**

शीतल बयार बहैत हरदम
दिनक गर्मी मन्द पड़ल.
गाछक जीवन केहेन विचित्र
खाइत झपेड़ माटिमे गड़ल
एकटा पक्षीक आवास देवाक
सामर्थ्य नहिं शेष रहल
परन्तु. हवाक लय मे नृत्यक
शैली जरूर विशेष रहल।
एकटा पातक दर्श नहिं.
डारिक बोन विरान पड़ल
किछो जँ अलग बुझायत
अछि पतंग जे कटिकऽ खसल.
विश्रामक समय अछि सभ लेल
जाबे सूर्यदेव छथि सुस्तायल
मुदा. अहिके बादक रौद
सोचिये कऽ मोन मुस्कायल.
गाछो सबमे ओहि के आस
छल उन्माद के बजायल।

१.बिनीत ठाकुर, २.मनीष ठाकुर, ३.चन्द्रकान्त मिश्र

१.बिनीत ठाकुर

गीत

अएनाके की मोल

अएनाके की मोल आन्हरके शहरमें
लागे उल्टा मुँह सुल्टा अपने नजरमें
ज्ञानक शुरमा लगाकऽ जे बजबैय गाल
व्यवहारमें देखल ओकरो उहे ताल

मोन भितरके दर्पण सेहो चुर चुर
एतऽसँ मानवता भागल अछि कोशो दुर
घुमें दिनमें दरिन्दा ओढी सज्जनके खोल
कतहुँ देखल मातम कतहुँ बाजे ढोल
अएनाके की मोल आन्हरके शहरमें
लागे उल्टा मुँह सुल्टा अपने नजरमें

जे समाज सुधारक ओ करैय किशुनकेर
ओकरे पाछु मुसना कहबैय शवा शेर
जा धैर नहि हाएत मोन सँ मद पन नाश
करत लोक कोनाकऽ विनीत भावक आश
अएनाके की मोल आन्हरके शहरमें
लागे उल्टा मुँह सुल्टा अपने नजरमें

२.मनीष ठाकुर

विरह गीत

चेहरा पर नूर छन्हि,

आँखि कऽ झील सन गहराई मे, किछ त जरूर छन्हि,

विरह कऽ पीर छन्हि, वेदना गंभीर छन्हि

स्पष्टतः हुनकर आंखि, केकरो प्रतीक्षा मे, अतीव अधीर छन्हि,

चेहरा पर उदासी कऽ स्पष्ट कईक चिन्ह छन्हि

किन्तु नहिं ; ई त कोनो आम वेदना सऽ पूर्णतया भिन्न छन्हि,

साडी छन्हि अस्त व्यस्त

देखियौ त! ओहो व्यस्त, बैसल छथि चिन्तन मे;

गहीर कोनो सोच मे अपने ओ डूबल छथि।

बात मुदा कहत के? कियाक ओ मौन छथि ?

मोन मे विचार के ई, केहेन छन्हि सतत प्रवाह?

लगैय ब्रह्मों नहिं, पाबि सकता मनक थाह

के छथि ? कतय के?कोन गाम सं आयल छथि?

मन्दिर क आंगन मे , एहि पवित्र प्रांगण मे, भगवन के पूजा ले उद्यत की बैसल छैथ?

दिव्य रूप शोभित ई रमणी जे बैसल छथि,

देव पूजा हुनकर तऽ, मात्र एक बहाना छन्हि।

मन्दिर मे आबय के, अश्रु के बहाबय के, प्रियतम जे हुनकर परदेस जा क बैसल छथि-

भगवन के नाम पर हुनका बजावय के

बैसल ओ सोचय छथि - प्रियतम के गप सब,

पूछय छथि मने मन-

''हमरा बतबियौ न - सजा ई केहेन ऐह?

कियाक ई विरक्ति ऐह, दाम्पत्य जीवन सँ ?

अपन एहि दासी के कियाक बिसरने छी?''

किछो नहिं भेटय छन्हि, हुनका जबाब कतहु।

ई सब त गप्प मुदा मनक भुलाबा छै, मात्र बहलावा छै ।

मेनको त जिनकर सौन्दर्य सँ जरय छथि,

पारलौकिक सुन्दरि के, छोडि के बैसल ओ-

केहेन मनुख छथि, निर्दय आ निष्ठुर छथि।

पैसा कमाबय ले, प्रतिष्ठा पाबय ले,

जे किछ काज संभव छन्हि, करय लेल आतुर छथि।

किन्तु ओ ई बिसरल छथि जे-

पत्नी आ अपन सुपुत्र, हुनके पर निर्भर छैथ।

मात पिता क प्रति हुनक कर्तव्य की?

मात्र अधिकारे टा ! हुनकर मन्तव्य छन्हि!!

मानल अपन भविष्य, हुनके बनेवाक छनिन्हि

प्रतिष्ठा जे पयबाक छन्हि - मेहनत जरूरी छै।

अपने छथि दूर मुदा दिल सँ कियाक दूरी छै।

हुनक एही मे मान, यैह मात्र छै निदान- पैसा रहय गुलाम;

इंसां तऽ मालिक छै- भौतिक हर वस्तु के।

भौतिकता इंसा पर, शासन जे करतै तऽ

ई त हेबाके छै-

भौतिकता हंसैत छै

मानवता कनै छै।

३.**चन्द्रकान्त मिश्र**, पिता- श्री जनार्दन मिश्र, ग्राम-महथौर गोठ पो-महादेवमठ ,थाना-अन्धामठ ,जिला-मधुबनी, जन्म-30,12,1968

## खाथि साग-भात हगैथ पड़ोर

पेटमे अन्न नहि,
मुँहमे पान रहवाके चाही।
कुरता भले ही मैल रहैन,
चप्पल मुदा चमकैते चाही।।
बात करैथ लाख आ कड़ोड़।
खाइथ साग भात हगैथ पड़ोर।।
तरकारीमे तेल नहि खेताह,
माथमे धृत कुमारी लगेवाके चाही।
राशन भले ही नहि खरिदब,
सिनेमा मुदा देखवाके चाही।।
भात पर चाहियैन धरि तिलकोर।
खाइथ साग-भात हगैथ पड़ोर।।
साबुनक सेहन्ता लागले रहतैन,
सेन्ट लगेनाय हिनका सँ सीखू।
वीड़ी कहियो पिलैथ नहि,
वील्सक पॉकेट जेवी मे देखू।।
कपड़ा तऽ भेटैन नहि पहिरता मुदा पटोर।
खाइथ साग-भात हगैथि पड़ोर।।
मण्डुलवा सन मूँह लगैत छन्हि,
कनिया मुदा गोरिकिये चाही।
घर पर खड़ नहि छन्हि,
टाका मुदा एक मुट्ठा चाही।।
कनिया वाप वेचैथ वाड़ी आ खड़होर।
खाइथ साग-भात हगैथ पड़ोर।।
बापके पादय नहि आवैन,
अपना भरि दिन बंदूके चलेता।
भरि साल करैथ गप्पक खेती
बखार मुदा बनेवे करता।।
हिनकर नहि जोर-वेजोड़।
खाइथ साग-भात हगैथ पड़ोर।।
डिबिया जलवै के सामर्थ्य नहि,
सौंसे गाम धरि आगि लगेताह।
कविरकाने कहियो नहि पढ़लैथ,

सास्त्री मुदा संगीत सुनताह।।
बात तेहेन जेना खौलति इन्होर।
खाइथ साग-भात हगथि पड़ोर।।

## (2) जागु-जागु मैथिल

कुम्भकर्णी नीन्न तोड़ु,
आपस मे आपक्ता जोड़ु।
साधनहीन जर्जर समाज मे,
विकाशक नव मन्त्र फूँकू।।
आवो वदलू अपन मिजाज।
जागु-जागु मैथिल समाज।।
कतय गेल शान मिथिला के?
कतय गेल दूधक बहैत धार?
सोना उगलैत माटि कतय गेल,
कतय गेल ओ वात-विचार?
समझु आइ एकर राज।
जागु-जागु मैथिल समाज।।
सपटा विकाश मंत्री जीके घरमे।
वचल लोक हकन्न कनै अए।
एयर कंडीशनक नाम सुनै छी,
रौद मे केहेन देह जरै अए।।
सुखायल सोणित करव कोन काज।
जागु-जागु मैथिल समाज।।
टूटल सड़क अन्हार गाम,
भेटय नहि ककरो कोनो काम।
मुलूक छोड़ि के भागए पड़ल,
एलहुँ बड़ दूर आन ठाम।।
रक्षक पहिरने छथि भक्षक ताज।
जागु-जागु मैथिल समाज।।
चारा खाय छथि तेल पिवै छथि,
अलकतरा सँ मोंछ टेरै छथि।
सबहक हिस्सा खायवाक किस्सा,
मंत्रीजी क्षणहि मे गढ़ै छथि।

शर्म विवलथि वेचलथि लाज।
जागु-जागु मैथिल समाज।।
मैथिल आइ उपेक्षित वनलथि,
मिथिला के अछि हाल-वेहाल।
भासए हेंजक हेज माल-जाल।।
मंत्री करैथ तइयो पाज।
जागु-जागु मैथिल समाज।।

(3) पी-पी-पी दारु पी

पी-पी-पी दारु पी,
जी-जान छोड़ि कँ दिन राति पी,
मरि जेमें त किछु नहि जेतौ
दूध-दही या घी
पी-पी-पी दारु पी......।
एक घूँट दारु दवाये जानु
सौंसे बोतल हाल वेहाल
कूकर मूँति के मूँह मे जेतौ
जखने दारु लगतौ जी...
पी-पी-पी-दारु पी।
चाउर वेचलें ऑटा वेचले,
वीवी के सभ गहना वेचलें।
सभटा विकायै गेलौ,
अनकर लेवे की।
पी-पी-पी-दारु पी।

कुसुम ठाकुर

**"चुल बुली कन्या बनि गेलहुँ "**

बिसरल छलहुँ हम कतेक बरिस सँ,
अपन सभ अरमान आ सपना ।

कोना लोक हँसय कोना हँसाबय,
आ कि हँसी मे सामिल होमय ।
आइ अकस्मात अपन बदलल,
स्वभाव देखि हम स्वयं अचंभित ।
दिन भरि हम सोचिते रहि गेलहुँ,
मुदा जवाब हमरा नहि भेंटल ।
एक दिन हम छलहुँ हेरायल,
ध्यान कतय छल से नहि जानि ।
अकस्मात मोन भेल प्रफुल्लित,
सोचि आयल हमर मुँह पर मुस्की ।
हम बुझि गेलहुँ आजु कियैक,
हमर स्वभाव एतेक बदलि गेल ।
किन्कहु पर विश्वास एतेक जे,
फेर सँ चंचल, चुलबुली कन्या बनि गेलहुँ ।।

"अभिलाषा"

अभिलाषा छलऽ हमर एक ,
करितौंह हम धिया सँ स्नेह ।
हुनक नखरा पूरा करय मे ,
रहितौंह हम तत्पर सदिखन ।
सोचैत छलहुँ हम दिन राति ,
की परिछ्ब जमाय लगायब सचार ।
धीया तऽ होइत छथि नैहरक श्रृंगार ,
हँसैत धीया रोएत देखब हम कोना ।
कोना निहारब हम सून घर ,
बाट ताकब हम कोना पाबनि दिन ।
सोचैत छलहुँ जे सभ सपना अछि ,
ओ सभ आजु पूरा भऽ गेल।
घर मे आबि तऽ गेलिह धीया ,

बिदा नहि केलहुँ , नय सुन अछि घर ।
एक मात्र कमी रहि गेल ,
सचार लगायल नहिये भेल।।



शिव कुमार झा ‘‘टिल्लू‘‘,नाम : शिव कुमार झा,पिताक नाम : स्व0 काली कान्त झा ‘‘बूच‘‘,माताक नाम : स्व0 चन्द्रकला देवी,जन्म तिथि : 11-12-1973,शिक्षा : स्नातक (प्रतिष्ठा),जन्म स्थान : मातृक : मालीपुर मोड़तर, जि0 - बेगूसराय,मूलग्राम : ग्राम $ पत्रालय - करियन,जिला - समस्तीपुर,पिन: 848101,संप्रति : प्रबंधक, संग्रहण,जे0 एम0 ए0 स्टोर्स लि0,मेन रोड, बिस्टुपुर
जमशेदपुर - 831 001, अन्य गतिविधि : वर्ष 1996 सॅ वर्ष 2002 धरि विद्यापति परिषद समस्तीपुरक सांस्कृतिक ,गतिविधि एवं मैथिलीक प्रचार - प्रसार हेतु डॉ0 नरेश कुमार विकल आ श्री उदय नारायण चैधरी (राष्ट्रपति पुरस्कार प्राप्त शिक्षक) क नेतृत्व मे संलग्न

## !! कोप भवन मे कनियॉ !!

रूसलि किए सूतलि छी बनबू ने कनेक चाय अय ।
मिथिला हम चललहुॅ , टाटानगरी सॅ आइ अय ।।

अहॉ जौ एना रहब तऽ हम कोना जीअब,
सदिखन कनिते - कनिते व्यथे जहर पीअब ।
एना अहॉ रूसब तऽ हम कऽ लेब दोसर सगाइ अय,
मिथिला ........................................................................ ।।

अहॉ केर रूप देखिते कामदेवो कानैत छथि,
‘‘मृगनयनी‘‘ कॅ ओ उर्वशी मानैत छथि ।
बिहुॅसल मादक घुघना लागै लौंगिया मिरचाइ अय,
मिथिला ........................................................................ ।।

छगनलाल ज्वेलरी सॅ कनकहार लायव,
आजुरैन पूनम कॅ, पार्क मे घुमायव ।
हहरल मनक तृष्णा, नहि बनू हरजाइ अय,
मिथिला ............................................................................ ।।

ऊठू प्रिये, अहॉ जल्दी नहाबू,
कोप भवन सॅ उठि कऽ लऽग मे आबू ।
मंदहि मुस्की मारू, हऽम अनिलहुॅ अछि मलाइ अय,
मिथिला ............................................................................ ।।

!! प्रेयसीक विलाप !!

लागै बरखा इन्होर,

मारै बयसक जोर,

मिलनक आशा मे बैसलि -

छी आबू ने चकोर ।

बाटे तऽ तकिते तकिये,

नयन सूखि गेलै,

पे्रयसीक विलाप पर नहि -

अहॅक ध्यान एलै ।

ठनका गर्जय मांचल शोर,

तिरपित नृत्य मोरनी मोर ।

मिलनक आशा मे वैसलि,-

छी आबू ने चकोर ।

बेदर्दी जुनि बऽनू,

मोन टूटि गेलै ।

पावसक शीतलता -

आतप्त भेलै ।

लुप्त भगजोगिनी दर्शय भोर,

लटकल मेघ गगन घनघोर,

किएक हृदय तोड़ि रहलहुँ ।

हा ! हम्मर मन चित चोर ।

१.कामिनी २.धर्मेन्द्र



१.कामिनी कामायिनी

भटकैत स्वप्न

बड़का... .अजोध. . . अजगर.. . .

ससरति.. ससरति .. . .

गिड़ने जा रहल अछि . .. .

सब किछु .. .

अप्प्न मान. . . मर्यादा

अप्पन खेत पथार. . .

अप्प्न. . .संस्कार विचार.. .

नहि रहलै आब. . .

कत्तो संझिया चुल्हि

नहि बॉचल चुल्हिक छौड़ .. ।

आब त’ .. .गैस प’ बनै छै

परसौती के दबाय

घरक काज धंधा सॅ निफिकिर ...

कन्या सब देखैत अछि टीवी. .

के सिरियल .. . .’ बड़का बड़का विज्ञापन

आ’ हेरायल अछि स्वप्नक दुनिया मे

जतय बड़का गाडी मे. . .

बढिया सूट पहिरने

सदिखन मुस्कैत .. .सुन्नर राजकुॅमर .

घुमाबैत अछि स्टियरिंग

आ' गाबै अछि सुहनगर प्रेमक

मधुर मधुर गीत . .. .

कात मे बैसल . । . .अर्धनग्न . . ..केश छिड़कोने

सुनै अछि .. भाव मे ... डूबल ई प्रीत ...

मधुर मधुर गीत.. ..वा जीवन संगीत ...

मुदा गामक कन्या के

नहि छै ई भान

जे अहि सूटिंग के बाद

नै ओ राजकुमर .. .नै ओ सुन्नरि. ..आ' नहि ओ बड़का गाड़ी..माया जाल छै सब . .।

सब अपन काज सम्पन्न करि .. .

आओत अपन औकात प' . .. .

गाडी जेतय गाडी वाला लग़ ..

दुनु के भेटतै पारिश्रमिक . . नाटक करबा लेल .

आ' फेर . . .ओ सब . .. कोनो

ऐडक' लेल. .. . ताकैत रहतै बाट ...

मुदा बजारक .. .चलाकी

बूझतै .. कोना कन्या. . . .. .ओ बेच की रहल अछि

ओ त' एकरा .. सत्त्य मानि ..

टुटि रहल अछि . .अपना सँ . .. अपन घर सँ.. .अपन जड़ि सँ .

ई चमकैत अजगर. . .

चुसि रहल छै. ..

लोकक निर्दोष स्वप्न के

आ' भरि रहल अछि ।

ओहि मे ..कुंठा .. .मोहभंग .. . आ' अंगोर. ।..

कामिनी कामायनी

24।011 ।09



२.धर्मेन्द्र विह्वल

**ओकरासभक अन्त होबाक चाही**

काल्हिधरि उजाड रहल गाछमे
छोट छोट पल्लवसभ
अंकुरित भेल अछि
ओ सभ तोहर अनुमतिएबिना
अंकुरित भ'गेल
आब सौंसे गाछ पसरिरहल अछि
ओ सभ सामन्त अछि
सामन्तक अन्त करबाक चाही
सभ गाछके
जडिसँ काटि देबाक चाही ।
नदीसभमे
वर्षोसँ पानि बहिरहल अछि
बहैत बहैत एक ठामसँ
दोसर ठाम जाइत अछि
ओ सभ तोहर अनुमतिएबिना
बहैत अछि

ओ सभ साम्राज्यवादी अछि
साम्राज्यवादीक अन्त करबाक चाही
सभ नदीक
जलप्रवाहके रोकि देबाक चाही ।
चहुदिसक वातावरण
वयारयुक्त अछि
वयारो अनेरे बहैत अछि
एकर कोनो सीमा नहि छैक
कतहुसँ कतहु पहुँच जाइए
ओ सभ तोहर अनुमतिएबिना बहैत अछि
ओ सभ विस्तारवादी अछि
विस्तारवादीक समूल नष्ट होबाक चाही
वयारके बहवासँ रोकबाक चाही ।
ओ सभ साँच बजैए
ओकरासभके झूठ बाज' नहि अबै छै
जे देखैए से कहैए
ओ सभ तोहर अनुमतिएबिना
निरन्तर बजिते जा रहल अछि
ओ सभ युगविरोधी अछि
युगविरोधीसभक अन्त करबाक चाही
ओकरासभके बजबासँ रोकबाक चाही
ओकरासभके
सभ दिनक लेल चूप क' देल जेबाक चाही ।

## बालानां कृते-

१.जगदीश प्रसाद मंडल-लघुकथा २.देवांशु वत्सक मैथिली चित्र-श्रृंखला (कॉमिक्स)

२.कल्पना शरण: देवीजी

### १.जगदीश प्रसाद मंडल

लघुकथा

(1) उत्थान-पतन

एकटा शिष्य गुरु स पुछल- 'मनुष्य शक्तिक भंडार छी, फेरि ओ किऐक डूबैत-गिरैत अछि?'

शिष्यक प्रश्न सुनि गुरु कने काल सोचि अपन कमंडल पानि मे फेकि देलखिन। कमंडल तैरैय (हेलए) लगल। कने कालक बाद कमंडल निकालि पेन (पेंदी) मे भूर कऽ देलखिन। भूर केला बाद फेरि कमंडल कऽ पानि मे फेकलखिन। कमंडल डुबि गेल। डूबल कमंडल कऽ देखबैत गुरु कहलखिन- 'जहिना छेद भेलि कमंडल पानि मे डूबि गेल मुदा बिनु छेद भेलि कमंडल नहि डूबल, तहिना मनुक्खोक अछि। जहि मनुष्य मे संयम छैक ओ एहि संसाररुपी पोखरि मे नहि डूबैत अछि मुदा जे असंयमी अछि, ओ ओहि छेद भेलि कमंडल जैंका, डूबि जायत अछि। गाय कऽ अगर चालनि मे दुहल जाय त दूध धरती पर गिरत मुदा जँ सौंस बर्तन मे दुहल जायत त वरतन मे रहत। तहिना इन्द्रियशक्ति जँ मानसिक शक्ति कऽ कुमार्ग दिशि लऽ जायत त ओ ओही चालनि जैंका भऽ जायत। मुदा जँ सुमार्ग (सही रास्ता) दिस बढ़त त ओ जरुर शक्तिशाली मनुष्य बनत।'

(2) प्रतिभा

डॉक्टर राममनोहर लोहिया जेहने विद्वान तेहने देशभक्त रहथि। देशप्रेमक विचार पिता स विरासत मे भेटल रहनि। ततबे नहि ओहने मस्त-मौला सेहो रहथि। सदिखन चिन्तन आ आनन्द मे जिनगी वितवथि रहथि। विदेश स अबै काल मद्रास बन्दरगाह पर जहाज स उतड़िलथि। कलकत्ता जेबाक छलनि। मुदा संग मे टिकटोक पाइ नहि। बिना भाड़ा देने कोना जइतथि। बंदरगाह स उतरि सोझे 'हिन्दू' अखबारक कार्यालय मे जा सम्पादक कैं कहलखिन- अहाँक पत्रिकाक लेल हम दू टा लेख देव।'

सम्पादक पूछलखिन- 'लाऊ कहाँ अछि।'

'लिख क दऽ दइ छी'

लेख तँ लिखल छलनि नहि, कहलखिन- 'कागज-कलम दिअ, अखने लिखि क दइ छी।'

लोहिया जीक जबाव सुनि सम्पादक बकर-बकर मुह देखै लगलनि। तखन डॉक्टर लोहिया अपन वास्तविक कारण बता देलखिन। कारण बुझलाक बाद सम्पादक जी बैसबोक आ लिखबोक ओरियान कऽ देलखिन। किछु घंटाक उपरान्त दुनू लेख तैयार क लोहिया जी द देलखिन।

दुनू लेख पढ़ि सम्पादक गुम्म भ मने-मन हुनक प्रतिभाक प्रशंसा करै लगलखिन। ज्ञानक महत्ता सर्वोपरि अछि। ई बुझि एक्को क्षण व्यर्थ गमेबाक चेष्टा नहि करक चाही। सदिखन अपना कऽ नीक काज मे लगौने रहक चाही।

(3) मर्म

एकटा स्कूल। जहि मे हेलब सिखाओल जायत। नव-नव विद्यार्थी प्रवेश लइत आ हेलैक कला सीखि-सिखि वाहर निकलैक। स्कूलेक आगू मे खूब नमगर चैड़गर पोखरि। जेकरा कात मे त कम पानि मुदा बीच मे अगम पानि।

शिक्षक घाट पर ठाढ़ भऽ देखए लगलथि। विद्यार्थी सब पानि मे धँसल। विद्यार्थी सब कैं आगू मुहे (अगम पानि दिशि) बढ़ल जाइत देखि शिक्षक कहै लगलखिन- 'बाउ, अखन अहाँ सब अनजान छी। हेलब नइ जनैत छी। तँ अखन अधिक गहीर दिस नै जाउ। नइ त डूबि जायब। जखन हेलब सीखि लेब तखन पाइनिक उपर मे रहैक ढ़ंग भऽ जायत। जखन पाइनिक उपर मे रहैक ढ़ंग (कला) सीखि लेब, तखन ओकर लाभ अपनो हैत (होयत) आ दोसरो कऽ डूबै स बचा सकब। एहिना संसार मे वैभवोक

अछि। अनाड़ी ओहि मे डूबि जायत अछि, जबकि विवेकवान ओहि पर शासन करैत अछि। जहि स अपनो आ दोसरोक भलाई होइत छैक।'

वैभवक स्थिति मे व्यक्ति अपने कुसंस्कार स गहीर खाइ खुनि स्वयं डूबि जाइत अछि।

(4) अधखड़ुआ

दू टा चेलाक संग गुरु घूमै ले विदा भेला। गाम स निकलि पाँतर मे प्रवेश करितहि बाध दिशि नजरि पड़लनि। सगरे बाध खेत सब मे माटिक ढ़िमका देखलखिन। तीनू गोटे रस्ते पर स हियासि-हियासि देखऽ लगलथि, जे ऐना किऐक छै? किछु काल गुनधुन क दुनू चेला गुरु कें कहलकनि- 'अपने एतै छाहरि मे बैसियौक, हम दुनू भाइ देखने अबै छी।'

'बड़बढ़िया' कहि गुरु बैसि रहलथि। दुनू चेला विदा भेल। कातेक खेत स ढ़िमका देखैत दुनू गोटे सौंसे बाधक ढ़िमका देखि, घुरि गेल। सब ढ़िमकाक बगल मे कूप खुनल छलैक। मुदा कोनो कूप मे पानि नहि छलैक। सिर्फ एक्केटा कूप मे पानिओ छलैक आ ढ़ेकुलो गारल छलैक। ओना त सौंसे बाधे खीराक खेती भेलि छल मुदा सब खेतक लत्ती पाइनिक दुआरे जरि गेल छलै। सिर्फ एक्केटा खेत मे झमटगर लत्तिओ छल आ सोहरी लागल फड़लो छल।

गुरु लग आबि चेला बाजल- 'सब ढ़िमकाक बगल मे कूप खुनल छैक मुदा पानि नहि छैक, सिर्फ एक्केटा टा कूप मे पानियो छैक, ढ़ेकुलो गारल छैक आ खेत मे सोहरी लागल खीरो फड़ल छैक।'

चेलाक बात ध्यान स सुनि गुरु पूछलखिन- 'ऐना किऐक छै?'

दुनू चेला चुप्पे रहल। चेला के चुप देखि गुरु कहै लगलखिन- 'ऐहन लोक गामो सब मे ढ़ेरिआइल अछि जे चट मंगनी पट विआह करै चाहैत आछि। जते उथ्थर कूप छैक, जहि मे पानि नहि छैक, ओ खुननिहारो सब ओहने उथ्थर अछि। कोनो काज-चाहे आर्थिक होय वा बौद्धिक वा सामाजिक- अगर ढ़ंग स नहि कयल जयतैक त ओहने हेतैक। बीच मे जे एकटा कूप देखलिऐक, ओ खुननिहार किसान मेहनती अछि। अपन धैर्य आ श्रम स माटिक तरक पानि निकालि खीरा उपजौने अछि। तैं ओकरा मेहनतक फल भेटिलैक। बाकी सब कामचोर अछि तैं आशा पर पानि फेरा गेलैक।'

(5) समयक बरबादी

एकटा व्यवसायी किस्सा सुनलक जे राजा परीक्षित एक्के सप्ताह भागवत सुनि ज्ञानवान भऽ गेल छलाह। तैं हमहू किऐक ने भऽ सकै छी। ओ कथावाचक भजिअबै लगल। कथावाचक भेटलैक। दुनू गोटे (कथोवाचक आ व्यवसायियो) अपन-अपन लाभक फेरि मे। कथावाचक सोचैत जे मालदार सुनिनिहार भेटल आ व्यवसायी सोचैत जे जिनगी भरि बईमानी क बहुत धन अरजलौ आबो मरै बेरि किछु ज्ञान अरजि ली,जहि स मुक्ति हैत।

कथा शुरु भेल। सप्ताह भरि कथा चलल। सप्ताह बीतला पर व्यवसायी व्यास जी (कथावाचक) कऽ कहलकनि- 'अहाँ नीक-नहाँति कथा नहि सुनेलहुँ, हमरा ज्ञान कहाँ भेल?' दछिना नहि देव।'

व्यवसायीक बात सुनि व्यासजी कहलखिन- 'अहाँक ध्यान सदिखन पाइ कमाइ दिस रहै अए ते ज्ञान कोना हेत?'

दुनू एक-दोसर कऽ दोख लगबै लगल। केयो अपन गल्ती मानै ले तैयारे नहि। दुनूक बीच पकड़ा-पकड़ी होयत पटका-पटकी हुअए लगल। ओहि समय एकटा विचारबान व्यक्ति रास्ता स गुजरैत रहथि। ओ देखलखिन। लग मे जा दुनू गोटे कऽ झगड़ा

छोड़बति पूछलखिन। दुनू गोटे अपन-अपन बात ओहि व्यक्ति कऽ कहलक। दुनूक बात सुनि ओ व्यक्ति दुनूक हाथ-पाएर बान्हि कहलखिन- 'आब अहाँ दुनू गोटे एक-दोसरक बान्ह खोलू।'

बान्हल हाथ स कोना खुजैत? बंधन नहि खुजल। तखन ओ निर्णय दैत कहलखिन- 'दुनू गोटेक मन कतौ आओर छल तेँ सफल नहि भेलहुँ। सप्ताह भरिक समय दुनूक गेल तेँ अपन-अपन घाटा उठा घर जाउ। एकात्म भेने बिना आध्यात्मिक उद्देश्यक पूर्ति नहि होइत छैक।'

(6) पहिने तप तखन ढ़लिहें।

एक दिन एकटा कुम्हार माटिक ढ़ेरी लग बैसि, माटि स ल कऽ पकाओल बरतन धरिक विचार मने-मन करैत छल। कुम्हार कऽ चिन्तामग्न देखि माटि कहलकै- 'भाइ! तोँ हमर ऐहन बरतन बनावह जहि मे शीतल पानि भरि क राखी आ प्रियतमक हृदय जुरा सकी।'

माटिक सवाल सुनि, कने काल गुम्म भऽ कुम्हार माटि कैँ कहलक- 'तोहर बिचार तखने संभव भऽ सकै छउ, जखन तोरा कोदारिक चोट, गधा पर चढ़ैक, मुंगरीक मारि खाइक, पाएर स गंजन सहैक आ आगि मे पकैक साहस हेतउ। एहि स कम गंजन भेने पवित्र पात्र नहि बनि सकै छैँ।'

7 खलीफा उमरक स्नेह।

खलीफा उमर गुलामक संग घूमै ले देहात दिशि जाइत रहथि। किछु दूर गेला पर देखलखिन जे एकटा बुढ़िया जोर-जोर स अंगन मे बैसि कानि रहल अछि। रास्ता स ससरि ओ डेढ़िया पर जा ओहि बुढ़िया स कनैक कारण पूछलखिन। हिचुकैत बुढ़िया कहै लगलनि- 'हमर जुआन बेटा लड़ाई मे मारल गेल। हम भूखे मरै छी मुदा एकोदिन खलीफा उमर खोजोखबरि लइ ले नै आयल।'

बुढ़ियाक बात सुनि उमर चोट्टे घुरि, घर पर आबि, एक बोरी गहूम अपने माथ पर ल बुढ़िया ऐठाम विदा भेला। माथ पर गहूमक बोरी देखि गुलाम कहलकनि- 'अपने बोरी नहि उठबियहुँ। हमरा दिअ नेने चलै छी।'

गुलाम कैँ उमर जबाव देलखिन- 'हम अपन पापक बोझ उठा खुदाक घर नहि जायब त पाप कोना कटत? अहाँ त हमरा पापक भागी नहि हैब।'

गहूमक बोरी बुढ़ियाक घर उमर पहुँचा देलखिन। गहूम देखि बुढ़िया नाम पूछलकनि। मुस्कुराइत उमर जबाव देलखिन- 'हमरे नाओ उमर छी।'

असिरवाद दैत बुढ़िया कहलकनि- 'अपन परजाक दुख-दरद क अपन परिवारक दुख-दरद जैँका बुझि क चलब तखने आदर्श बनि सकब। जखन आदर्श बनब तखने हजारो-लाखो लोकक दुआ भेटत आ अमर हैब।'

8 जखने जागी तखने परात

प्रसिद्ध उपनयासकार डॉक्टर क्रोनिन बड़ गरीब रहथि। मुदा जखन पी.एच.डी. केलनि आ किताब सब बिकै लगलनि तखन धीरे-धीरे सुभ्यस्त होअए लगलथि। धन कऽ अबैत देखि मनो बढ़ै लगलनि। क्रिया-कलाप सेहो बदलै लगलनि। क्रिया-कलाप कऽ बदलैत देखि पत्नी कहलकनि- 'जखन हम सब गरीब छलौ तखने नीक छलौ जे कम स कम हृदय मे दयो त छल। मुदा आब ओ (दया) समाप्त भेल जा रहल अछि।'

पत्नीक बात सुनि क्रोनिन महसूस करैत कहलखिन- 'ठीके कहलहुँ। धनीक धन स नहि होइत बल्कि मन (हृदय) स होइत अछि। हम अपन रास्ता स भटकि गेल छी। जँ अहाँ नहि चेतबितहुँ त हम आरो आगू बढ़ि ओहि जगह पर पहुँच जइतहुँ जत्ते एक्कोटा मनुक्खक बास नहि होइत छैक।'

9 अस्तित्वक समाप्ति

एक ठाम, कने हटि-हटि कऽ, तीनि टा पहाड़ छलैक। पहाड़क पँजरे मे नमगर आ गँहीर खाधियो छलैक। जहि स लोकक आवाजाही नहि छलैक। एक दिन एकटा देवता ओहि दिशा स होइत गुजरति रहथि। तीनू पहाड़ कऽ देखि पूछलखिन- 'एहि क्षेत्रक नामकरण करैक अछि से ककरा नाम स करी? संगहि अपन कल्याणक लेल की चहैत छ?'

पहिल पहाड़ कहलकनि- 'हम सबसँ उँच भऽ जाय, जहि स दूर-दूर देखि पड़िऐक।'

दोसर बाजल- 'हमरा खूब हरियर-हरियर प्रकृतिक सम्पदा स भरि दिअ। जइ स लोक हमरा दिशि आकर्षित हुअए।'

तेसर कहलक- 'हमर उँचाई कऽ छीलि एहि खादि कऽ भरि दिऔक, जहि स ई सैँसे क्षेत्र उपजाउ बनि जाय। लोकोक आबाजाही भऽ जयतैक।'

तीनू जोगार लगा देवता विदा भऽ गेला। एक बर्खक उपरान्त तीनूक परिणाम देखैक लेल पुनः अयलाह। पहिल पहाड़ खूब उँचगर भऽ गेल छल। मुदा क्यो ओमहर जेबे ने करैत। पानि-पाथर, बिहाड़ि, रौद आ जाड़क मारि सबसँ बेसी ओकरे सहै पड़ैक। दोसर तत्ते प्रकृतिक सम्पदा स भरि गेल जे बोनाह भऽ गेल। बनैया जानबरक डरे क्यो ऐबे ने करैत। तेसर पहाड़ स खाधियो भरि गेलैक आ अपनो समतल भऽ गेल। खाधि स ल कऽ पहाड़ धरिक जगह उपजाउ बनि गेलैक। खेती-बाड़ी करै ले लोकक आवाजाही दिन-राति भऽ गेलैक।

तेसर पहाड़क नाम पर क्षेत्रक नामकरण करैत देवता कहलखिन- 'यैह पहाड़ अपन अस्तित्व समाप्त कऽ खाधियो क अपना हृदय मे लगौलक। जहि स ई क्षेत्र उपजाउ बनि गेल। तैं एहिक नाम पर एहि क्षेत्रक नाम राखब उचित थिक।'

10 खजाना

एकटा इलाका मे रौदी भऽ गेलै। सब तरहक परिवार कऽ सब तरहक जीबैक रास्ता छलैक। मुदा एकटा दशे कट्ठावला किसान मजदूर छल। जे अपने खेत मे मेहनत कऽ गुजर करैत छल। रौदी देखि वेचारा सोचै लगल जे जाबे पाइन नहि हैत, ताबे खेती कोना करब? जाबे खेती नइ करब ताबे खाइब की?तैँ अनतै चलि जाय, जे काज लागत ते गुजरो चलत। जब बरखा हेतै त, धुरि क चलि आयब आ खेती करब। ई सोचि सब तूर, नुआऽ वस्तु ल विदा भऽ गेल।

जाइत-जाइत दुपहर भऽ गेलै। भूखे-पियासे बच्चा सब लटुआय लगलै। छोटका बच्चा ठोहि फाड़ि-फाड़ि कानै लगलै। रास्ता कात मे एकटा झमटगर गाछ देखि सब कैँ छाहरिक आशा भेलै। सब तूर गाछ तर पड़ि रहल। छोटका बेटा माए कऽ कहलक- 'माए! भूखे परान निकलै अए, कुछो खाइ ले दे।'

बेटाक बात सुनि माएक करेज पघिलए लगलै मुदा करैत की? खाइ ले ते किछु रहबे ने करै। मुदा तइयो बेचारी कहलकै- 'बौआ, कने काल बरदास करु। खाइक जोगार करै छी।'

सब तुर जोगार मे जुटि गेल। क्यो माटिक गोला क चुल्हि बनवै लगल, ते क्यो जारन आनै गेल। क्यो पानि अनै इनार दिशि विदा भेल। गाछक उपर स एकटा चिड़ै कहलकै- 'ऐ मूर्ख! पकबैक (भोजन बनवैक) त सब जोगार सब करै छह मुदा पकेवह की? जखन पकबैक कोनो चीज छहे नहि त छुछे चुल्हि जरेबह।'

बड़का बेटा यैह सोचैत छल जे कतौ स किछु कन्द-मूल आनि, उसनि क खायव। मुदा तेहि बीच चिड़ैक मजाक सुनि खिसिया के कहलकै- 'तोरे सब परिवार क पकड़ि आनि पका कऽ खेबौ।'

चिड़ैक मुखिया डरि गेल। मने-मन सोचै लगल जे परस्पर सहयोगक पुरुषार्थ किछु क सकैत अछि। तैं झगड़ब उचित नहि। मिलान स्वर मे बाजल- 'भाई! हमरा परिवार कऽ किऐक नाश करवह। तोरा गारल खजाना देखा दइ छिअह। ओकरा ल आबह आ चैन स जिनगी बितविहह।'

ओ (चिड़ै) खजाना देखा देलकै। सब मिलि ओहि खजाना के ल घर दिशि घुरि गेल।

ओकरा घरक बगले मे दोसरो ओहने परिवार छलै। जकरा सब बात ओ कहि देलकै। मुदा ओहि परिवारक सब कोइढ़ आ झगड़ाउ। खजानाक लोभे ओहो सब तूर विदा भेल। जाइत-जाइत ओहि गाछ तर पहुँचल। पहिलुके जैंका भानस करैक नाटक सब करै लगल। गारजन जकरा जे अढ़बै से करैक बदला झगड़े करै लगै। गाछ पर स ओइह चिड़ै कहलकै- 'भोजनक जोगारे करै मे ते सब कटौज करै छह, तखन पकेवह की?'

पहिलुके जैंका परिवारक मुखिया कहलकै- 'तोरे पकड़ि क पकेवह?'

हँसैत चिड़ै उत्तर देलकै- 'हमरा पकड़ैवला क्यो आओर छल जे सब धन ल चलि गेल। तोरा बुत्ते किछु ने हेतह?'



२.देवांशु वत्स, जन्म- तुलापट्टी, सुपौल। मास कम्युनिकेशनमे एम.ए., हिन्दी, अंग्रेजी आ मैथिलीक विभिन्न पत्र-पत्रिकामे कथा, लघुकथा, विज्ञान-कथा, चित्र-कथा, कार्टून, चित्र-प्रहेलिका इत्यादिक प्रकाशन।
विशेष: गुजरात राज्य शाला पाठ्य-पुस्तक मंडल द्वारा आठम कक्षाक लेल विज्ञान कथा "जंग" प्रकाशित (2004 ई.)

नताशा:

(नीचाँक कार्टूनकेँ क्लिक करू आ पढ़ू)

नताशा बत्तीस




नताशा तैंतीस




२.कल्पना शरण: देवीजी

भारतक न्यायपालिका व्यवस्था

देशके प्रथम राष्ट्रपति डॉक्टर राजेन्द्र प्रसादक जन्मदिवसकेँ भारतमे वकील दिवसक रूपमे मनाओल जाइत अछि। अहि अवसर पर देवीजी सबके भारतक न्यायपालिका व्यवस्थाक जानकारी देबक विचार बनौली।फेर की छल बच्चा सबके परीक्षा समाप्त भऽ गेल छलै तैं ओकरे सबहक मददि सऽ गौंवा सबहक मेला लगौली।तखन देवीजी अपन भाषण गॉंधीजीक ग्राम स्वराज्यक विचारधारा सऽ केली । ओ कहलखिन जे गामक पॉंचटा विद्वान् बुजुर्ग व्यंक्ति ग्राम सभा लगाबै छैथ आ व्यक्ति विशेष अथवा ग्राम विशेष के समस्या के समाधान करै छैथ तकरा ग्राम पंचायत कहल गेल छै।पञ्चके निर्वाचन प्रजातांत्रिकताक अव्हेलनाक बगैर होयत अछि। ताहि सऽ उपरके व्यवस्था अछि पंचायत समिति जाहिमे कएक गामक समूहके अर्थात् तहसिलके. जाहिके कुल जनसंख्या 20 लाख सऽ बेसी अछि पंचायत बैसायल जायत अछि।तकर बादक स्तर अछि जिला परिषद् जाहिमे जिला स्तरके प्रशासनक व्यवस्था होयत अछि। पंचायती राज अपनाबै वला राज्यके प्रत्येक जिलामे एक जिला परिषद् होयत अछि। देवीजी कहलखिनजे भारतके सब राज्यमे

पंचायती राजक व्यवस्था नहिं अछि।यद्यपि ई पूर्णतः कानूनन अछि। फेर देवीजी कहलखिन जे एक सर्वव्यापी न्यायपालिका व्यवस्था अछि जाहिके अन्तर्गत सामान्य जनता अपन समस्या पुलिस थानामे दर्ज करा सकै छैथ। जँ पुलिसक हस्तक्षेप सऽ हुन्का संतुष्टि नहि होयत छैन तऽ अपन अपील जिलान्यायालय अर्थात् डिस्ट्रिक्ट कोर्ट तक जा सकैत छैथ। प्रत्येक जिला अथवा किछु जिलाक समूहमे एक जिला न्यायालय होयत अछि।जँ जिलान्यायालयक निर्णय सऽ कियो असंतुष्ट छैथ तऽ आगाँ उच्च न्यायालय अर्थात् हाईकोर्ट मे याचिका दऽ सकै छैथ।ताहि सऽ ऊपर उच्चतम् न्यायालय छै।देशके प्रत्येक राज्यमे एर्कएक उच्च न्यायालय अछि आ देशक एकमात्र उच्चतम् न्यायालय दिल्लीमे अछि।देशक राष्ट्रपतिके उच्चतम् न्यायालयके फैसलाके विरूद्ध फैसला देबाक अधिकार छैन ताहिके अतिरिक्त राज्यसभा तथा लोकसभामे कानूनके संशोधनक कार्य निरन्तर चलैत रहैत छै।भारतके कानून व्यवस्था बहुत उच्च कोटिके अछि जाहिमे धर्म. जाति. रंग लिंग प्रदेशके आधारपर कोनो भेदभाव नहिं अछि आ संगे कोनो धार्मिक मान्यताक अव्हेलना नहिं होय तकरो ध्यान राखल गेल अछि। भारतक अहि उदारताक कारण दलाई लामा आ अनेको तिब्बती चीन सऽ निष्काषित भेलाक बाद 50 सालसऽ भारतमे शरणार्थी छैथ। देवीजी कहलखिनजे अपनासबके कानूनक जानकारी आ ओकरा पाबक माध्यम बूझल रहबाक चाही।गरीब आ असहाय के लेल अनेको आर्थिक सहायता उपलब्ध अछि।जाहिसऽ लोक वकीलक सहयोग पाबि सकैत छैथ।कतेको महिला आ रिटायर्ड वकील अवैतनिक वकालत करैत छैथ। तैं भारतवासीके न्यायक सम्मान करैत कोनो अन्यायके नहिं बर्दास्त करक प्रतिज्ञा लेबाक चाही।भारतीय गणराज्यक पहिल राष्ट्रपतिके श्रद्धांजली देबाक आ वकील दिवस मनाबक अहिसऽ बढ़िया तरीका आर की भऽ सकैत अछि।

*विशेष धन्यवादक पात्र : सुश्री नवीन कुमारी. बी ए., एल एल बी ऑनर्स., मैनेजर. ए डी सी टेलीकम्युनिकेशन्स यू एस लीमिटेड, बेंगलूर*

<u>बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक</u>

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ’ ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ऋषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्म॑न् ब्राह्म॒णो ब्र॑ह्मवर्च॒सी जा॑यता॒मा रा॒ष्ट्रे रा॑ज॒न्यः शुरे॑ऽइषव्यो॒ऽतिव्या॒धी म॑हार॒थो जा॑यतां॒ दोग्ध्रीं॑ धे॒नुर्वोढा॑न॒ड्वाना॒शुः सप्तिः॒ पुर॑न्धि॒र्योवा॑ जि॒ष्णू र॑थे॒ष्ठाः स॒भेयो॒ युवास्य यज॑मानस्य वी॒रो जा॒यतां निका॒मे-नि॑कामे नः प॒र्जन्यों वर्षतु॒ फल॑वत्यो न॒ऽओष॑धयः पच्यन्तां योगे॒क्षमो नः॑ कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालड़्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मंन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रंह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जांयतां- उत्पन्न होए

रांजन्यः-राजा

शुरेंऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

मंहारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढांनड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोंढांनड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरंन्धिर्योवां- पुरंन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योंवां-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रंथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजंमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निंकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पुर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवा फोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara or Phonetic-Roman.)

Output: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

इंग्लिश-मैथिली-कोष / मैथिली-इंग्लिश-कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदानई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.

नेपाल आ भारतक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली

1.नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली

(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन

१.पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार: पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-

अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)

पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)

खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)

सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)

खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)

उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओलोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।

नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोकबेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोटसन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ कसँ लऽकऽ पवर्गधरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽकऽ ज्ञधरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।

२.ढ आ ढ़ : ढ़क उच्चारण “र् ह”जकाँ होइत अछि। अतः जतऽ “र् ह”क उच्चारण हो ओतऽ मात्र ढ़ लिखल जाए। आनठाम खालि ढ लिखल जएबाक चाही। जेना-

ढ = ढाकी, ढेकी, ढीठ, ढेउआ, ढङ्ग, ढेरी, ढाकनि, ढाठ आदि।

ढ़ = पढ़ाइ, बढ़ब, गढ़ब, मढ़ब, बुढ़बा, साँढ़, गाढ़, रीढ़, चाँढ़, सीढ़ी, पीढ़ी आदि।

उपर्युक्त शब्दसभकेँ देखलासँ ई स्पष्ट होइत अछि जे साधारणतया शब्दक शुरूमे ढ आ मध्य तथा अन्तमे ढ़ अबैत अछि। इएह नियम ड आ ड़क सन्दर्भ सेहो लागू होइत अछि।

३.व आ ब : मैथिलीमे ''व''क उच्चारण ब कएल जाइत अछि, मुदा ओकरा ब रूपमे नहि लिखल जएबाक चाही। जेना- उच्चारण : बैद्यनाथ, बिद्या, नब, देबता, बिष्णु, बंश,बन्दना आदि। एहिसभक स्थानपर क्रमशः वैद्यनाथ, विद्या, नव, देवता, विष्णु, वंश,वन्दना लिखबाक चाही। सामान्यतया व उच्चारणक लेल ओ प्रयोग कएल जाइत अछि। जेना- ओकील, ओजह आदि।

४.य आ ज : कतहु-कतहु ''य''क उच्चारण ''ज''जकाँ करैत देखल जाइत अछि, मुदा ओकरा ज नहि लिखबाक चाही। उच्चारणमे यज्ञ, जदि, जमुना, जुग, जाबत, जोगी,जदु, जम आदि कहल जाएवला शब्दसभकेँ क्रमशः यज्ञ, यदि, यमुना, युग, याबत,योगी, यदु, यम लिखबाक चाही।

५.ए आ य : मैथिलीक वर्तनीमे ए आ य दुनू लिखल जाइत अछि।

प्राचीन वर्तनी- कएल, जाए, होएत, माए, भाए, गाए आदि।

नवीन वर्तनी- कयल, जाय, होयत, माय, भाय, गाय आदि।

सामान्यतया शब्दक शुरूमे ए मात्र अबैत अछि। जेना एहि, एना, एकर, एहन आदि। एहि शब्दसभक स्थानपर यहि, यना, यकर, यहन आदिक प्रयोग नहि करबाक चाही। यद्यपि मैथिलीभाषी थारूसहित किछु जातिमे शब्दक आरम्भोमे ''ए''केँ य कहि उच्चारण कएल जाइत अछि।

ए आ ''य''क प्रयोगक प्रयोगक सन्दर्भमे प्राचीने पद्धतिक अनुसरण करब उपयुक्त मानि एहि पुस्तकमे ओकरे प्रयोग कएल गेल अछि। किएक तँ दुनूक लेखनमे कोनो सहजता आ दुरूहताक बात नहि अछि। आ मैथिलीक सर्वसाधारणक उच्चारण-शैली यक अपेक्षा एसँ बेसी निकट छैक। खास कऽ कएल, हएब आदि कतिपय शब्दकेँ कैल, हैब आदि रूपमे कतहु-कतहु लिखल जाएब सेहो ''ए''क प्रयोगकेँ बेसी समीचीन प्रमाणित करैत अछि।

६.हि, हु तथा एकार, ओकार : मैथिलीक प्राचीन लेखन-परम्परामे कोनो बातपर बल दैत काल शब्दक पाछाँ हि, हु लगाओल जाइत छैक। जेना- हुनकहि, अपनहु, ओकरहु,तत्कालहि, चोट्टहि, आनहु आदि। मुदा आधुनिक लेखनमे हिक स्थानपर एकार एवं हुक स्थानपर ओकारक प्रयोग करैत देखल जाइत अछि। जेना- हुनके, अपनो, तत्काले,चोट्टे, आनो आदि।

७.ष तथा ख : मैथिली भाषामे अधिकांशतः षक उच्चारण ख होइत अछि। जेना- षड़यन्त्र (खड़यन्त्र), षोडशी (खोड़शी), षट्कोण (खटकोण), वृषेश (वृखेश), सन्तोष (सन्तोख) आदि।

८.ध्वनि-लोप : निम्नलिखित अवस्थामे शब्दसँ ध्वनि-लोप भऽ जाइत अछि:

(क)क्रियान्वयी प्रत्यय अयमे य वा ए लुप्त भऽ जाइत अछि। ओहिमेसँ पहिने अक उच्चारण दीर्घ भऽ जाइत अछि। ओकर आगाँ लोप-सूचक चिह्न वा विकारी (’ / ऽ) लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ए (पढ़य) गेलाह, कए (कय) लेल, उठए (उठय) पड़तौक।

अपूर्ण रूप : पढ़’ गेलाह, क’ लेल, उठ’ पड़तौक।

पढ़ऽ गेलाह, कऽ लेल, उठऽ पड़तौक।

(ख)पूर्वकालिक कृत आय (आए) प्रत्ययमे य (ए) लुप्त भऽ जाइछ, मुदा लोप-सूचक विकारी नहि लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : खाए (य) गेल, पठाय (ए) देब, नहाए (य) अएलाह।

अपूर्ण रूप : खा गेल, पठा देब, नहा अएलाह।

(ग)स्त्री प्रत्यय इक उच्चारण क्रियापद, संज्ञा, ओ विशेषण तीनूमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : दोसरि मालिनि चलि गेलि।

अपूर्ण रूप : दोसर मालिन चलि गेल।

(घ)वर्तमान कृदन्तक अन्तिम त लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ैत अछि, बजैत अछि, गबैत अछि।

अपूर्ण रूप : पढ़ै अछि, बजै अछि, गबै अछि।

(ङ)क्रियापदक अवसान इक, उक, ऐक तथा हीकमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप: छियौक, छियैक, छहीक, छौक, छैक, अबितैक, होइक।

अपूर्ण रूप : छियौ, छियै, छही, छौ, छै, अबितै, होइ।

(च)क्रियापदीय प्रत्यय न्ह, हु तथा हकारक लोप भऽ जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : छन्हि, कहलन्हि, कहलहुँ, गेलह, नहि।

अपूर्ण रूप : छनि, कहलनि, कहलौँ, गेलऽ, नइ, नञि, नै।

९.ध्वनि स्थानान्तरण : कोनो-कोनो स्वर-ध्वनि अपना जगहसँ हटिकऽ दोसरठाम चलि जाइत अछि। खास कऽ ह्रस्व इ आ उक सम्बन्धमे ई बात लागू होइत अछि। मैथिलीकरण भऽ गेल शब्दक मध्य वा अन्तमे जँ ह्रस्व इ वा उ आबए तँ ओकर ध्वनि स्थानान्तरित भऽ एक अक्षर आगाँ आबि जाइत अछि। जेना- शनि (शइन),पानि (पाइन), दालि ( दाइल), माटि (माइट), काछु (काउछ), मासु(माउस) आदि। मुदा तत्सम शब्दसभमे ई नियम लागू नहि होइत अछि। जेना- रश्मिकेँ रइश्म आ सुधांशुकेँ सुधाउंस नहि कहल जा सकैत अछि।

१०.हलन्त()क प्रयोग : मैथिली भाषामे सामान्यतया हलन्त ()क आवश्यकता नहि होइत अछि। कारण जे शब्दक अन्तमे अ उच्चारण नहि होइत अछि। मुदा संस्कृत भाषासँ जहिनाक तहिना मैथिलीमे आएल (तत्सम) शब्दसभमे हलन्त प्रयोग कएल जाइत अछि। एहि पोथीमे सामान्यतया सम्पूर्ण शब्दकेँ मैथिली भाषासम्बन्धी नियमअनुसार हलन्तविहीन राखल गेल अछि। मुदा व्याकरणसम्बन्धी प्रयोजनक लेल अत्यावश्यक स्थानपर कतहु-कतहु हलन्त देल गेल अछि। प्रस्तुत पोथीमे मथिली लेखनक प्राचीन आ नवीन दुनू शैलीक सरल आ समीचीन पक्षसभकेँ समेटिकऽ वर्ण-विन्यास कएल गेल अछि। स्थान आ समयमे बचतक सङ्गहि हस्त-लेखन तथा तकनिकी दृष्टिसँ सेहो सरल होबऽवला हिसाबसँ वर्ण-विन्यास मिलाओल गेल अछि। वर्तमान समयमे मैथिली मातृभाषीपर्यन्तकेँ आन भाषाक माध्यमसँ मैथिलीक ज्ञान लेबऽ पड़िरहल परिप्रेक्ष्यमे लेखनमे सहजता तथा एकरूपतापर ध्यान देल गेल अछि। तखन मैथिली भाषाक मूल विशेषतासभ कुण्ठित नहि होइक, ताहूदिस लेखक-मण्डल सचेत अछि। प्रसिद्ध भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक कहब छनि जे सरलताक अनुसन्धानमे एहन अवस्था किन्नहु ने आबऽ देबाक चाही जे भाषाक विशेषता छाँहमे पडि जाए।

-(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

2. मैथिली अकादमी, पटना द्वारा निर्धारित मैथिली लेखन-शैली

1. जे शब्द मैथिली-साहित्यक प्राचीन कालसँ आइ धरि जाहि वर्त्तनीमे प्रचलित अछि, से सामान्यतः ताहि वर्त्तनीमे लिखल जाय- उदाहरणार्थ-

